# विदेह १५ दिसम्बर २००८ वर्ष १ मास १२ अंक २४

 

*'विदेह' १५ दिसम्बर २००८ ( वर्ष १ मास १२ अंक २४ ) एहि अंकमे अछि:-*

*एहि अंकमे अछि:-*

१.संपादकीय संदेश

२.*गद्य*

२.१.कथा १. सुभाषचन्द्र यादव २. भ्रमर ३.गजेन्द्र ४.परमेश्वर कापड़ि आ ५.शुशान्त

२.२.बी. पीं कोइराला कृत मोदिआइन मैथिली रुपान्तरण बृषेश चन्द्र लाल

२.३.उपन्यास- चमेली रानी- केदारनाथ चौधरी

२.४.सगर राति दीप जरय मैथिली कथा लेखनक क्षेत्रमे शान्त क्रान्ति-डा.रमानन्द झा 'रमण'

२.५. *1.*आलेख-महेन्द्र कुमार मिश्र/ 2.दैनिकी-ज्योति/

२.६. रिपोर्ताज- मनोज मुक्ति- 1.अवैद्य नागरिकताः सिक्कमीकरणक प्रयास, 2.तराई/मधेशक आन्दोलनः लूटमे लटुवा नफ्फा,3.अन्तर्वार्ता-डा. राम दयाल राकेश/आभाष लाभ,4.त्रिभुवन विश्वविद्यालयद्धारा मिथिलाक्षर फन्टक विकास

२.७. जितिया/ मकड़ संक्रांति-मनोज मुक्ति

२.८. धीरेन्द्र प्रेमर्षि-नव भोर जोहैत मिथिला

३.पद्य

३.१. १.राम नारायण देव २.निमिष झा

३.२. १.अमरेन्द्र यादव २.मनोज मुक्ति

३.३.-१.ज्योति-२.गजेन्द्र

३.४. १. सच्चिदानन्द यादव २. विनीत उत्पल ३.जितमोहन

३.५. १.पंकज पराशर, २.भवनाथ दीपक ३.मयानन्द मिश्र ४.सूर्यनाथ गोप

३.६. कुमार मनोज कश्यप

४. गद्य-पद्य भारती

५. बालानां कृते

६. VIDEHA FOR NON RESIDENT MAITHILS (Festivals of Mithila date-list)-

8.१.The Comet-English translation of Gajendra Thakur's Maithili Novel Sahasrabadhani by jyoti

९. मानक मैथिली

विदेह (दिनांक १५ दिसम्बर २००८)

१.संपादकीय (वर्ष: १ मास:१२ अंक:२४)

मान्यवर,

विदेहक नव अंक (अंक २४, दिनांक १५ दिसम्बर २००८) ई पब्लिश भऽ गेल अछि। एहि हेतु लॉग ऑन करू http://www.videha.co.in |

४१म आ ४२म ज्ञानपीठ पुरस्कारक घोषणा- हिन्दीक नवीन कविता आन्दोलनक सशक्त कवि श्री कुँवर नारायणकेँ ४१म ज्ञानपीठ पुरस्कार (२००५) आ कोंकणीक श्री रवीन्द्र केलेकर आ संस्कृतक श्री सत्यव्रत शास्त्रीकेँ संयुक्त रूपसँ ४२म ज्ञापीठ पुरस्कार (२००६) देबाक घोषणा भेल अछि।

श्री कुँवर नारायणक जन्म १९२७ ई. मे भेलन्हि। अज्ञेय द्वारा सम्पादित "तीसरा सप्तक"क सशक्त कवि कुँवर नारायणकेँ एहिसँ पहिने साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटि चुकल छन्हि।

श्री रवीन्द्र केलेकरक जन्म १९२५ ई.मे भेलन्हि, हिनकर कोंकणी भाषा मण्डलक निर्माणमे प्रमुख भूमिका रहल छन्हि।

श्री सत्यव्रत शास्त्री संस्कृतमे तीन गोट महाकाव्यक रचना कएने छथि। रवीन्द्र केलेकर आ सत्यव्रत शास्त्रीकेँ सेहो साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटि चुकल छन्हि।

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १४ दिसम्बर २००८) ६८ देशक ६५४ ठामसँ १,३२,७९७ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

अपनेक रचना आऽ प्रतिक्रियाक प्रतीक्षामे।

गजेन्द्र ठाकुर, नई दिल्ली। फोन-09911382078

## २.संदेश

१.**श्री प्रो. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"**- जे काज अहाँ कए रहल छी तकर चरचा एक दिन मैथिली भाषाक इतिहासमे होएत। आनन्द भए रहल अछि, ई जानि कए जे एतेक गोट मैथिल "विदेह" ई जर्नलकेँ पढ़ि रहल छथि।

२.**श्री डॉ. गंगेश गुंजन**- एहि विदेह-कर्ममे लागि रहल अहाँक सम्वेदनशील मन, मैथिलीक प्रति समर्पित मेहनतिक अमृत रंग, इतिहास मे एक टा विशिष्ट फराक अध्याय आरंभ करत, हमरा विश्वास अछि। अशेष शुभकामना आ बधाइक सङ्ग, सस्नेह|

३.**श्री रामाश्रय झा "रामरंग"**- "अपना" मिथिलासँ संबंधित...विषय वस्तुसँ अवगत भेलहुँ।...शेष सभ कुशल अछि।

४.**श्री ब्रजेन्द्र त्रिपाठी, साहित्य अकादमी**- इंटरनेट पर प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" केर लेल बाधाई आऽ शुभकामना स्वीकार करू।

**५.श्री प्रफुल्लकुमार सिंह "मौन"**- प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" क प्रकाशनक समाचार जानि कनेक चकित मुदा बेसी आह्लादित भेलहुँ। कालचक्रकेँ पकड़ि जाहि दूरदृष्टिक परिचय देलहुँ, ओहि लेल हमर मंगलकामना।

**६.श्री डॉ. शिवप्रसाद यादव**- ई जानि अपार हर्ष भए रहल अछि, जे नव सूचना-क्रान्तिक क्षेत्रमे मैथिली पत्रकारिताकेँ प्रवेश दिअएबाक साहसिक कदम उठाओल अछि। पत्रकारितामे एहि प्रकारक नव प्रयोगक हम स्वागत करैत छी, संगहि "विदेह"क सफलताक शुभकामना।

**७.श्री आद्याचरण झा**- कोनो पत्र-पत्रिकाक प्रकाशन- ताहूमे मैथिली पत्रिकाक प्रकाशनमे के कतेक सहयोग करताह- ई तऽ भविष्य कहत। ई हमर ८८ वर्षमे ७५ वर्षक अनुभव रहल। एतेक पैघ महान यज्ञमे हमर श्रद्धापूर्ण आहुति प्राप्त होयत- यावत ठीक-ठाक छी/ रहब।

**८.श्री विजय ठाकुर**, मिशिगन विश्वविद्यालय- "विदेह" पत्रिकाक अंक देखलहुँ, सम्पूर्ण टीम बधाईक पात्र अछि। पत्रिकाक मंगल भविष्य हेतु हमर शुभकामना स्वीकार कएल जाओ।

**९. श्री सुभाषचन्द्र यादव**- ई-पत्रिका 'विदेह' क बारेमे जानि प्रसन्नता भेल। 'विदेह' निरन्तर पल्लवित-पुष्पित हो आऽ चतुर्दिक अपन सुगंध पसारय से कामना अछि।

**१०.श्री मैथिलीपुत्र प्रदीप**- ई-पत्रिका 'विदेह' केर सफलताक भगवतीसँ कामना। हमर पूर्ण सहयोग रहत।

**११.डॉ. श्री भीमनाथ झा**- 'विदेह' इन्टरनेट पर अछि तेँ 'विदेह' नाम उचित आर कतेक रूपेँ एकर विवरण भए सकैत अछि। आइ-काल्हि मोनमे उद्वेग रहैत अछि, मुदा शीघ्र पूर्ण सहयोग देब।

**१२.श्री रामभरोस कापड़ि भ्रमर**, जनकपुरधाम- "विदेह" ऑनलाइन देखि रहल छी। मैथिलीकेँ अन्तर्राष्ट्रीय जगतमे पहुँचेलहुँ तकरा लेल हार्दिक बधाई। मिथिला रत्न सभक संकलन अपूर्व। नेपालोक सहयोग भेटत से विश्वास करी।

**१३. श्री राजनन्दन लालदास**- 'विदेह' ई-पत्रिकाक माध्यमसँ बड़ नीक काज कए रहल छी, नातिक एहिठाम देखलहुँ। एकर वार्षिक अ ंक जखन प्रिंट निकालब तँ हमरा पठायब। कलकत्तामे बहुत गोटेकेँ हम साइटक पता लिखाए देने छियन्हि। मोन तँ होइत अछि जे दिल्ली

आबि कए आशीर्वाद दैतहुँ, मुदा उमर आब बेशी भए गेल। शुभकामना देश-विदेशक मैथिलकेँ जोड़बाक लेल।

१४. डॉ. श्री प्रेमशंकर सिंह- अहाँ मैथिलीमे इंटरनेटपर पहिल पत्रिका "विदेह" प्रकाशित कए अपन अद्‌भुत मातृभाषानुरागक परिचय देल अछि, अहाँक निःस्वार्थ मातृभाषानुरागसँ प्रेरित छी, एकर निमित्त जे हमर सेवाक प्रयोजन हो, तँ सूचित करी। इंटरनेटपर आद्योपांत पत्रिका देखल, मन प्रफुल्लित भ' गेल।



विदेह (पाक्षिक) संपादक- गजेन्द्र ठाकुर। एतय प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक/ आर्काइवक/ अंग्रेजी-संस्कृत अनुवादक ई-प्रकाशन/ आर्काइवक अधिकार एहि ई पत्रिकाकेँ छैक। रचनाकार अपन मौलिक आऽ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@yahoo.co.in आकि ggajendra@videha.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकैत छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ' अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आऽ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। मेल प्राप्त होयबाक बाद यथासंभव शीघ्र ( सात दिनक भीतर) एकर प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक 1 आ' 15 तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

महत्त्वपूर्ण सूचना (१):महत्त्वपूर्ण सूचना: श्रीमान् नचिकेताजीक नाटक "नो एंट्री: मा प्रविश" केर 'विदेह' मे ई-प्रकाशित रूप देखि कए एकर प्रिंट रूपमे प्रकाशनक लेल 'विदेह' केर समक्ष "श्रुति प्रकाशन" केर प्रस्ताव आयल छल। श्री नचिकेता जी एकर प्रिंट रूप करबाक स्वीकृति दए देलन्हि। प्रिंट रूप हार्डबाउन्ड (ISBN NO.978-81-907729-0-7 मूल्य रु.१२५/- यू.एस. डॉलर ४०) आऽ पेपरबैक (ISBN No.978-81-907729-1-4 मूल्य रु. ७५/- यूएस.डॉलर २५/-) मे श्रुति प्रकाशन, १/७, द्वितीय तल, पटेल नगर (प.) नई दिल्ली-११०००८ द्वारा छापल गेल अछि। e-mail: shruti.publication@shruti-publication.com website: http://www.shruti-publication.com

महत्त्वपूर्ण सूचना:(२) 'विदेह' द्वारा कएल गेल शोधक आधार पर १.मैथिली-अंग्रेजी शब्द कोश २.अंग्रेजी-मैथिली शब्द कोश आऽ ३.मिथिलाक्षरसँ देवनागरी पाण्डुलिपि लिप्यान्तरण-पञ्जी-प्रबन्ध डाटाबेश श्रुति पब्लिकेशन द्वारा प्रिन्ट फॉर्ममे -१.मैथिली-अंग्रेजी शब्दकोश, २.अंग्रेजी-मैथिली शब्दकोश आऽ ३.पञ्जी-प्रबन्ध (डिजिटल इमेजिंग आऽ मिथिलाक्षरसँ देवनागरी लिप्यांतरण) (तीनू पोथीक संकलन-सम्पादन-लिप्यांतरण गजेन्द्र ठाकुर , नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा  द्वारा)

महत्त्वपूर्ण सूचना:(३) 'विदेह' द्वारा धारावाहिक रूपे ई-प्रकाशित कएल जा' रहल गजेन्द्र ठाकुरक 'सहस्रबाढ़नि'(उपन्यास), 'गल्प-गुच्छ'(कथा संग्रह) , 'भालसरि' (पद्य संग्रह), 'बालानां कृते', 'एकाङ्की संग्रह', 'महाभारत' 'बुद्ध चरित' (महाकाव्य)आऽ 'यात्रा वृत्तांत' विदेहमे संपूर्ण ई-प्रकाशनक बाद प्रिंट फॉर्ममे- कुरुक्षेत्रम्–अन्तर्मनक, खण्ड-१ आऽ २ (लेखकक छिड़िआयल पद्य, उपन्यास, गल्प-कथा, नाटक-एकाङ्की, बालानां कृते, महाकाव्य, शोध-निबन्ध आदिक समग्र संकलन)- **गजेन्द्र ठाकुर**

महत्त्वपूर्ण सूचना (४): "विदेह" केर २५म अंक १ जनवरी २००९, ई-प्रकाशित तँ होएबे करत, संगमे एकर प्रिंट संस्करण सेहो निकलत जाहिमे पुरान २४ अंकक चुनल रचना सम्मिलित कएल जाएत।

महत्त्वपूर्ण सूचना (५):मैलोरंग २५ दिसम्बर २००८ कें सेमिनारक आयोजन एन.एस.डी. कैम्पस, भगवानदास रोड, नई दिल्लीमे आयोजित कएने अछि।

२.*गद्य*

२.१.कथा १. सुभाषचन्द्र यादव २. भ्रमर ३.गजेन्द्र ४.परमेश्वर कापड़ि आ ५.शुशान्त

२.२.बी. पीं कोइराला कृत मोदिआइन मैथिली रुपान्तरण बृषेश चन्द्र लाल

२.३.उपन्यास- चमेली रानी- केदारनाथ चौधरी

२.४.सगर राति दीप जरय मैथिली कथा लेखनक क्षेत्रमे शान्त क्रान्ति-डा.रमानन्द झा 'रमण'

२.५. *1.*आलेख-महेन्द्र कुमार मिश्र/ 2.दैनिकी-ज्योति/

२.६. रिपोर्ताज- मनोज मुक्ति- 1.अवैद्य नागरिकताः सिक्कमीकरणक प्रयास, 2.तराई/मधेशक आन्दोलनः लूटमे लटुवा नफ्फा,3.अन्तर्वार्ता-डा. राम दयाल राकेश/आभाष लाभ,4.त्रिभुवन विश्वविद्यालयद्धारा मिथिलाक्षर फन्टक विकास

२.७. जितिया/ मकड़ संक्रांति-मनोज मुक्ति

२.८. धीरेन्द्र प्रेमर्षि-नव भोर जोहैत मिथिला


चित्र श्री सुभाषचन्द्र यादव छायाकार: श्री साकेतानन्द

सुभाष चन्द्र यादव, कथाकार, समीक्षक एवं अनुवादक, जन्म ०५ मार्च १९४८, मातृक दीवानगंज, सुपौलमे। पैतृक स्थान: बलबा-मेनाही, सुपौल- मधुबनी। आरम्भिक शिक्षा दीवानगंज एवं सुपौलमे। पटना कॉलेज, पटनासँ बी.ए.। जवाहरलाल नेहरू विश्वविद्यालय, नई दिल्लीसँ हिन्दीमे एम.ए. तथा पी.एह.डी.। १९८२ सँ अध्यापन। सम्प्रति: अध्यक्ष, स्नातकोत्तर हिन्दी विभाग, भूपेन्द्र नारायण मंडल विश्वविद्यालय, पश्चिमी परिसर, सहरसा, बिहार। मैथिली, हिन्दी, बंगला, संस्कृत, उर्दू, अंग्रेजी, स्पेनिश एवं फ्रेंच भाषाक ज्ञान।

प्रकाशन: घरदेखिया (मैथिली कथा-संग्रह), मैथिली अकादमी, पटना, १९८३, हाली (अंग्रेजीसँ मैथिली अनुवाद), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९८८, बीछल कथा (हरिमोहन झाक कथाक चयन एवं भूमिका), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९९९, बिहाड़ि आउ (बंगला सँ मैथिली अनुवाद), किसुन संकल्प लोक, सुपौल, १९९५, भारत-विभाजन और हिन्दी उपन्यास (हिन्दी आलोचना), बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्, पटना, २००१, राजकमल चौधरी का सफर (हिन्दी जीवनी) सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, २००१, मैथिलीमे करीब सत्तरि टा कथा, तीस टा समीक्षा आ हिन्दी, बंगला तथा अंग्रेजी मे अनेक अनुवाद प्रकाशित।

भूतपूर्व सदस्य: साहित्य अकादमी परामर्श मंडल, मैथिली अकादमी कार्य-समिति, बिहार सरकारक सांस्कृतिक नीति-निर्धारण समिति।

# एकटा अंत

समदियाकेँ देखिते माथ ठनकल । कतहु ससुरकेँ ने किछु भऽ गेलनि ! ओ बहुत दिनसँ दुखित रहथि । डाक्टरो जवाब दऽ देने रहनि । हम एक मास पहिने देखि आयल रहियनि । हमर पत्नी सात-आठ मास पहिने गेल छलीह । फेर आनो बेटी सभ भेंट कऽ अयलनि । सभ क्यो हुनक मृत्युक प्रतीक्षामे रहय ।

'कका खतम भऽ गेलथिन'-समदिया बाजल ।

'कहिया हौ ?'-पत्नी चकित होइत पुछलथिन आ जा समदिया 'चारि दिन पहिने' बाजल ता पत्नीक क्रंदन शुरू भऽ गेलनि । ओ कनैत रहलीह आ बीच-बीचमे अपन उलहन, अपन पछतावा जनबैत रहलीह । बाकी सब शोकाकुल मौनमे डूबि गेल ।

बुझाइत अछि ससुर देह त्यागि एत्तहि चल आयल छथि आ हमर सभक मन-प्राणमे बसि गेल छथि । चेतनामे हुनक स्मृति निरन्तर चलि रहल अछि ।खाइत-पिबैत, उठैत-बैसैत दिन-राति हुनके चर्चा होइत अछि। हमरासँ पत्नी कँ शिकायत छनि जे हमरे कारणे ओ अपन पितासँ अंतिम समयमे भेंट नहि कऽ सकलीह । हम कहि देने रहियनि जे ठीक छथि । आइसँ एक मास पहिने ओ ठीके नीक रहथि । लेकिन एकटा बात हम नहि कहने रहियनि । ओ कहऽ वला बात नहि रहै । मात्र एकटा पूर्वाभास । जखन हुनकासँ विदा लेबऽ गेल रही तऽ हुनकर आँखिमे ताकने छलियनि । ओहो हमर आँखिमे ताकने छलाह । आ हमरा दुनूकँ बुझायल रहय जेना ई ताकब अंतिम ताकब थिक, जेना आब फेर कहियो भेंट नहि होयत ।

सएह भेल । ओ चल गेलाह । आब नहि भेटताह । लेकिन ओ दृष्टि मनमे अखनो ओहिनाक ओहिना गड़ल अछि आ हुलकी मारैत रहैत अछि । अइ अनुभव दिआ हम पत्नी कँ किछु नहि कहलियनि । गोपनीय नहि होइतो ई ततेक व्यक्तिगत रहै जे एकरा बँटबाक इच्छा नहि भेल। व्यक्तिक जीवनमे एहन बहुत रास अनुभूति होइत छैक जे ओ ककरो नहि कहैत अछि; जे ओकरे संग चल जाइत छैक।

हमसभ ससुर संग बीतल समय आ प्रसंग मोन पाड़ैत रहैत छी; एक-दोसरकँ सुनबैत छी। वात्सल्य स्नेह आ प्रेमसँ भीजल क्षणकँ स्मरण करैत पत्नी भावुक भऽ जाइत छथि, कंठ अवरूद्ध भऽ जाइत छनि आ आँखि नोरा जाइत छनि । ओ बजैत छथि-'बाबू कहियो हमरा बेटी नहि कहलनि; सभदिन बेटा कहैत रहलाह । पछिला बेर चलैत काल भेंट करऽ गेलियनि तऽ पुछलथिन-चूड़ी नहि पिन्हलह ?आब के एतेक निहारि-पिहारि कऽ देखत जे चूड़ी नव अछि कि पुरान ?' पत्नी सोगमे डूबि जाइत छथि ।

हमसभ हुनक अंतिम अवस्थाक कष्ट, उपेक्षा आ निराशाक चर्च करैत छी । परिवारक के कतेक सेवा केलकनि, के कतेक अवहेलना, तइपर टीका-टिप्पणी करैत छी आ सोचैत छी हमहीं सभ की केलियनि, किछु नहि ।

नह-केशसँ एकदिन पहिने सासुर पहुँचैत छी ।मृत्यु जे शून्यता आ नीरवता छोड़ि गेल अछि, कन्नारोहटि तकरा तोड़ैत रहैत अछि। भोज-भातक गप आ ओरिआन चलि रहल अछि । हमरा लगैत अछि श्राद्धक कर्मकांडमे व्यस्त भऽ कऽ लोक सोग बिसरि जाइत अछि । कर्मकांडक और कोनो सार्थकता नहि छैक ।

हमर एकटा साढ़ू अखने आयल छथि-केश कटेने । जहिया समाद गेल हेतनि, तहिये या अगिला दिन कटेने हेताह । हमरा सन सम्बन्धी लेल तीन दिन पर केश कटेबाक विधान अछि। हमरा चारि दिन पर खबर भेटल रहय आ हम सोचने रही जे केश नहि कटेबा लेल एकरा ढाल बनाओल जा सकैत अछि। लेकिन साढ़ूक मूड़ल माथ देखि बुझायल जेना ई तर्क ठठऽ वला नहि अछि। हम चिन्तित भऽ जाइत छी ।एहि लेल नहि जे बेलमुंड भऽ गेलापर देखऽ मे नीक नहि लागब । केश तऽ हम नहिए कटायब । तँइ बेलमुण्ड हेबाक तऽ प्रश्ने नहि अछि । लेकिन विरोध बहुत होयत । हम उठल्लू भऽ जायब । एकरे चिन्ता अछि ।

नह-केश दिन ठाकुर भोरे चल आयल अछि । केशकट्टी चलि रहल छैक । हम दू-तीन बेर टहलि कऽ एहि कर्मकँ देखि आयल छी । एकबेर एक गोटय पुछबो केलक—'कटेबै ?' हम हाथसँ अस्वीकृतिक मुद्रा बना घूमि गेलहुँ । ओ सोचने होयत बादमे कटेताह । हमर एकटा आर साढ़ू आबि गेल छथि। आ केश कटवा रहल छथि । एकटा क्षण

एहन अबैत अछि जखन घरक सभ पुरूखक माथ छिलायल अछि आ एकमात्र हम विषम संख्या सन बचल छी। आब कतेको गोटय पूछऽ लागल अछि-'केश नहि कटेबै ?' 'की हेतै ?' कहैत हम टरि जाइत छी।

आब ककरा-ककरा बुझौने घुरियौ जे हमरा एहि कर्मकांडमे विश्वास नहि अछि। बुझेबो करबै तऽ क्यो बुझऽ लेल तैयार होयत ? लेकिन हमर केश सभक आँखिमे गड़ि रहल छैक ; अनटेटल आ अनसोहाँत लागि रहल छैक।

हम दाढ़ी बना रहल छी। सोचने छी तकर बाद नह काटि लेब। सासुक नजरि हमरा पर पड़ैत छनि। बेटीसँ पुछैत छथिन-'दुल्हा केश नहि कटेलथिन ?' हमर पत्नीकैँ खौंत नेस दैत छनि। हमरा दिस तकैत फुफकार छोड़ैत छथि—'आ गय, पापी छै, पापी। पता नहि बाप मरल रहै तबो केश कटेने रहै कि नहि !'

हमरा तामस उठैत अछि; दुख होइत अछि, लेकिन चुप रहि जाइत छी। केश कटा कऽ हमर दुनू साढ़ू निश्चिन्त छथि। एकटा तऽ पी रहल छथि आ कखनो आयोजन तऽ कखनो सारि-सरहोजिक आनंद उठा रहल छथि।

केश कटा लेने रहितहुँ तऽ हमरो लेल सब किछु आसान आ अनुकूल रहितय।लेकिन विश्वास आ आत्माक खिलाफ कोनो काज करब हमरा बूते पार नहि लागि सकैत अछि। केश कटेने मृतात्माकैँ मुक्ति आ स्वर्ग भेटि जेतैक आ नहि कटेने नरक ? एहन विचार हमरा लेल हास्यास्पद अछि। तखन केश कटेबाक कोन तुक? की एहि लेल जे देखू हम हुनक सम्बन्धी छी आ शोकाकुल छी ? सम्बन्ध आ सोगक एहन प्रदर्शन हमरा बहुत अरुचिकर बुझाइत अछि। हमर वश चलितय तऽ सब कर्म आ भोज-भात बंद करबा दितियै।सोचि लेने छी जे लिखि कऽ चल जायब जे हमर मृत्युक बाद ई सभ नहि हो।

बुझाइत अछि हमर पितिऔत सारकैँ क्यो हुलका देने छनि।ओ धड़धड़ायल अबैत छथि आ हमर डेन पकड़ि घीचने ठाकुर लग लऽ अनैत छथि—'ठाकुर, छिलह तऽ।' ठाकुर आदेश सुनियो कऽ उठैत नहि अछि। सार हमर कनहामे लटकि जोर लगा कऽ हमरा बैसाबऽ चाहैत छथि। हम बूझि नहि पबैत छी जे ओ चौल कऽ रहल छथि कि गंभीर छथि।हम छिटकि कऽ एकटा कुर्सी पर बैसऽ चाहैत छी।लेकिन जा-जा बैसी ताहिसँ पहिनहि ओ कुर्सी खींचि लैत छथि आ हम खसैत-खसैत बचि जाइत छी। लोक हाँ-हाँ ' करैत अछि। हम क्रोध आ अपमानसँ तिलमिला उठैत छी—'बहानचोद, चोट्टा, उल्लू !'

'ईह रे बूड़ि, बुधियार बनैत छथि !भोज परक पात छीन लेब सार।'- कहैत ओ चल जाइत छथि।

क्यो कुर्सी पर बैसा दैत अछि। हम बैसि जाइत छी। भीतरसँ खौलैत। 'की भेलै ? की भेलै?'—पूछैत आँगनसँ कैक गोटय आबि गेल अछि। हम उठि कऽ आँगन चलि दैत छी।

फ्लैश बैक-रामभरोस कपडि भ्रमर 

नरेश पाछां चलि गेल अछि, बहुत पाछां। प्रायः पचास वर्ष पाछां। गामक सहपाठी सभक संगे खेलए ओ। बहादुर नोकर रहैक – वावूजी जंगलकातसं लओने छलाह। एक बोलिआ, आदेश चाही, काम फत्तह कइएक दम लैत छल। से बाबूजीकें आदेश रहैक – गुरुजीलग पढ ल जएबाक छै से बहादुर लाख चिचिऔलो पर नरेशकें कान्हपर बोकि कन्हाइ साहुक दलान पर गुरुजी लग दइए अबैक। ओत्त गेला पर गुरुजीक कांच करची अथवा खजूरक छडी ओकर सभ जीद हेरा दैक। ओ चुपचाप हाथमहक पाटीपर कारिख पोति कचरासं साफ क चमकाब लागए आ तखन भठासं लिखबाक प्रयास करए – क ख ग घ...।

"इस्स...." गुरुजीक छडी जखन बांहि पर पडैक तं ओ लोहछि जाए। मन होइ भागि जाइ मुदा... वहादुरक डीलडौल आ पिताक आदेश मन पडितो मनमारि क पाटी पर आंखि गडा कखरा लिखबाक प्रयास कर लगए।

गुरुजीक ओहिठाम बटखरा कंठस्थ रहैक। ई कंठस्थ करब ओकर मजवूरी रहैक, ओना हिसावमे ओ ओहुना कमजोरी महशूस करए। चौठचन्दमे गुरुजीक संग घंटी बजबैत, काठक डंटाकें बजबैत घरे–घरे घुमनाई आ गुरुजीक डेरापर जा गुडचाउरक प्रसाद खएनाईक अपन आनन्द रहैक।

आनन्द तं पानि नहि पडने हर हर महादेव बना गाम घुमबै काल सेहो अबैक। कोनो सहपाठीकें सौंसे देहमे छाउर रगडि देल जाइत छलैक। माथपर आ बांहिमे सेहो अशोक पात सभ लपेटि देल जाइत छलैक। माथ पर जूट आ सनसं जटा ताहिपर टीनकें कैंचीसं काटि चान लटका देल जाइक। हाथमे वावाजीके त्रिशूल आनि क ध देल जाइक। वस–वनि जाइक महादेब। छौडा सभक हेंज पाछां–पाछां हाक परैत जाइक – हर, हर महादेव पानी देऊ अलिकती पुगेन, बढी देउ ! भाव रहैक महादेव पानी दीअ, कम सं नहि भेल, बेसी दीअ....। जकरा दरबज्जा पर जाइक पानि उझलि दैक। मान्यता रहैक पानि देलापर वर्षाक संभावना बढि जाइत छैक। वेचारे महादेव बनल बौआ बादमे थर–थर कांपए, वच्चा सभ ताली पिटैत हंसैक। वाल सुलभ प्रताडना ओहि समयमे खूब प्रचलित रहैक। नरेश ओहि हेंजमे अगुवा रहय....।

नरेशक ठोढ पर अपने आप मुस्की दौडि जाइत छैक । वितलाहा क्षणक स्मरण कतौसं गुदगुदा दैत छैक ओकरा । वालशोषणक विरुद्ध ओहो कतेक आलेख लिखि चुकल अछि, कतेको सेमिनार मे भाग ल भाषण छांटि चुकल अछि । मुदा नेनामे नेनेद्वारा कएल ई अपराध शोषण नहि रहैक ! नरेश वाल सुलभताक ओ क्षण फेरसं स्मरण करैत सिहरि उठैत अछि आ कतौ भोतिआ जाइछ पुन.......।

मुश्किलसं ७–८ वर्षक छल हयत । गामेक स्कूलमे पढए, मुदा संगति रहैक अपने टोल महल्लाक धीआपूतासं । ताही मंडलीमे एकटा छौरी रहैक इजोतिया । ओकरे लगुआक वेटी । नीक रहैक कि अधलाह ओकरा तहिया ज्ञान नहि रहैक मुदा ओकरा संगे इजोरिया रातिमे अन्हरिया–इजोरिया खेलैत ओ खूब प्रशन्न रहल करए । आंगनेमे दुनूपयर आगां पसारि वैसि , वांहिके केहुनी लगसं मोडि आगां पाछां करैत आ ताही लयमे दुनू पयरके सेहो आगां पाछां करैत पाछा मुंहे घुसकैत इजोतिया खेलल करए आ गाओल करए–“आगेमाई ककरी के बतिआ...” त ओकरा नीक लगैक ।

इजोरिया रातिमे चानक चारुकात बनल गोल घेराकें कौतुहल सं देखैत काल माय रहस्यमय बोलीमे समझबैक – ई हमरा सभक पुरखा सभक वैसार छै इन्दर भगवान लग । कहै है निचां पानि विना अकाल पडल छै, पानि दिऔ । आब पानि हयबे करत....। नेनामे ई बात सत्य लगैक आ आश बन्हाई जरुर वर्षा हयत ।

तेहने समयमे जट–जटिन गीत होइक । टोलक महिला सभ जटा आ जटिन कनए आ गीत गाबि–गाबि झूमए । ओहिमे पुरुष नहि, नेनाकें छुट रहैक । नरेश नियमित ओकर दर्शक रहए, ओकर संगी इजोतिया ओहि मंडली मे सामेल रहैक, ओ एकटक ओकरा सभकें झूकि क आगां बढैत आ तहिना माथ उठा क पाछां अबैत देखैत रहय..... ।

नरेशकें फेर किछु मोन पडैछै, ठोढ पर हंसी अबैत–अबैत रुकि जाइछै । भतखोखरि बुढिआक अंगनामे वेंग कुटि मैलाक संग पतली फेकि देल जाइ छल आ ओ वुढिआ भरि राति फेकनिहारिकें पुरा खनदानकें उराहि दैत छलैक । वेटी–रोटी करैत रहैत छली । वास्तवमे वेंट कुटि क तए ओकरे आंगनमे फेकल जाइत छलै जे ओ बेसी गाडि पढि सकैत छलीह । राति भरि जुआन छौडी सभक धुमगज्जरिक संग वालसुलभ उत्सुकतासं पाछां – पाछां दौगब महज खुशी दैत छलै । लगै दिनमे बहादुरक घीसिआ क गुरुजी के चटिसारमे ल जएबाक डरसं मुक्त रातुक ई माहौल स्वच्छन्द छैक । ने वावूजीक डर, ने वहादुरके उठा ल जएबाक चिन्ता । वात वुझौक कि नहि, नरेश रमल रहैत छल ओहि खेलमे ।

ओकरा तं तखनो ने किछु बुझायल रहै जखन इजोतिया ओकर घरक पछुआर बला गाछी आ भुसा घरलग एकटा प्रस्ताव कएने रहैक – नरेश,खेलबे अर्थ त ओकरा ओतेक नै वुझल भेलै मुदा ओकर इशारासं आशय वुझने रहय आ डेरा गेल रहैक – नहि, हम नहि खेलबौ । ठाढे ओ नासकार चलि गेल रहय । जं कि इजोतिया ओकरा उमेर सं बेसीक वुझाइक, ओ वातकें वुझैक, मुदा नरेश....।

पता नहि नरेशकें किए आइ पुरना बात मोन पड लागल छै । ओ भोरेसं अपन पोताक उदण्डपनीसं फिरिशान भेल अछि । एक तं भोरमे देरीसं उठत, उठि कत्त पडायत ठेकान नहि । स्कूल जएबाक कोनो जरुरी जेना नहि होइक । कुण्डलिया छौडा सभक संगत आ पता नहि गुटका, भांग, सिगरेट किंवा आनो कोनो नशा खाइत हो ,त मनमे आशंका उठल छै । खौंझायल मोने वरण्डाक खुरसीपर बैसि गेल । तखने ओकरा वुझएलै – एक ई दिन अछि आ एक ओ दिन रहय ।फेर भसिया गेल रहय । एखनो मोन थीर कहां भेलैए...।

माय जखन ओकरा दुनू मोडलहबा टांगपर लादि दुनू हाथ पकडि घुघुमना खेलबै तं हिल्ला झुलबाक मजा ओ लेल करए । गीतकलय संगे झुलैत नरेशक वालपन महज देहमे गुदगुदी आ आनन्द मात्र उठा सकैत रहय वुझए किछु नहि ।

मुदा जखन ओ टेल्हगर भेल त मायक नक्कल करबाक मोन होइक । अपन भातिजकें ओहिना टांगपर ध झुलब लागय आ पढ लागय–घुघुमना घुघुमना, बौआकें गढा देब दुनू कान सोना । ओकरो झुलबैत आनन्द लगैक आ बौआ सेहो हंसि, हंसि क अपन आनन्दक अनुभूति करबैत छल । ओना ओकर छोट–छोट पयर–हाथ बौआके बेसी काल सम्भारबाक अवस्थामे नहि रहैक, ओ उतारि दैक तुरते ।

अपन नेनपनक उछल–कुदक दूटा घटना मन पडिते सौंसे देह सीहरि जाइत छैक । बड मुश्किलसं बचल रहैक आंखि ओकर.. । आंगन मे दुनू भाइ खेलैत रहय । भैया तीर धनुष बना चलौल करए । एक बेर भेलै ई जे तीर सोझे नरेशकें आखिएमे लगलै–वाम आंखिमे । सौंसे हाहाकार मचि गेलै, माय त बताह भ गेल छलीह । ओकरा कनैत–कनैत बेहाल रहैक । गामेक टोटकासं आंखि ठीक भेल रहैक । पता नहि माय कोन–कोन दैब पीतरकें एहि लेल मानि देने छलीह । तहिना एकबेर गछुलीमे आम लुट बेरमे अन्धाधुन्ध दौगल रहय नरेश, त गाछीमे गाडल एकटा खुट्टाक नोक सोझे कपारमे गरि गेल रहैक । माथ सुन्न भ गेल रहैक । मायके जखन पता लगलै त ओ हकासल–पिआसल दौगलि रहय घराडी पर आ ओकरा समेटि क गामक बैध लग लजा उपचार करौने रहैक ।

वाल सुलभ जीवन शैली, गामसं जनकपुर धरिक यात्रा, पढाइ आ डिग्री सभक अपन–अपन कथा रहैक । धन–खेती जे होइक, शिक्षामे पछुआएल परिवारक प्रत्येक ओ संघर्ष ओकरा भोग पडलै जे एकटा सभ्य समाजक अंग बनबा ले जरुरी होइत छैक । आइ जखन उमेरक चारिम प्रहरमे जएबा ले तैयार अछि ओकरा लगैछै ओ फेरसं बचपन दिश लौट चाहैए । दिन रातिक षडयन्त्र, राजनीतिक विद्रुपतता, चन्दा, अपहरण, हत्या किंवा दिन दिन बढैत असुरक्षाक भय आ आतंकसं त्रसित समाजमे तनावक जिनगी जीबाक अर्थेकी?

मुदा फेरसं ओ स्वयं प्रश्न करैत अछि की ओ नेनपनक स्वच्छन्द, सहज स्नेहसं भरल किछु साल घूरि सकत ! चलु ओ वितलहा वर्ष नहि घूरत ई सत्य थिक, अपने तं ओहि युगमे जा सकैछी ने ! हं, ई संभव छैक । भ सकैछ

एना भेने तनावमे कमि अबैक, मुंहपर चापलुसीक वोल झाडैत, परोक्षमे चरित्र हत्याले उताहुल सरसमाजक व्यक्तित्वक दोगला मुंह देखबाक दुर्भाग्यसं बंचि त सकै छी। हमहीं किएने अपनाकें नेना बनाली !

नरेशकें अपने सोचपर हंसी लगै छी। की ई संभव छैक। ओहुना साठिक बाद लोक नेनपनमे पुनः प्रवेश क जाइए कहांदन। ओकरो अवस्था तं आबिए रहल छैक। चलल जाए एक बेर सएह सही....।

नरेशकें जेना सौंसे देह हल्लुक लगैत छैक। वरण्डासं उठैत अछि। आंगन मे अबैत अछि। पोता आबि गेल छै। ओकरा डंटबाक इच्छा रहितो ओ चुप रहैत अछि। प्रारंभ एत्तहिसं हुअए तं हर्जे की?

## शिक्षा अभियान- गजेन्द्र ठाकुर

"हे हम डोमाकैं पढ़ा लिखा कए किछु बनबय चाहैत छी। " बुछन पासवान बाजल। चण्डीगढ़मे रिक्शा चलबैत छथि। गाममे खेती – बारीमे किछु नहि बचलैक। छोटका भाय सम जनमिते मरि जाइत रहय से डोमक हाथसँ एकटा छोटका भायकैं जनमलाक बाद माय – बाप बेचलन्हि आऽ फेर पाइ दऽ किनलन्हि। ई समटा काज ओना तँ सांकेतिक रूपैं भेल मुदा एहिसँ ग्रह कटित भऽ गेलैक। आऽ छोटका भाय जे बुधन पासवानसँ १२ बरिख छोट रहए बचि गेलाह। आऽ ताहि द्वारे ओकरा सम डोमा कहि सोर करए लगलाह। बुधन अपन बाप – मायक संग हरवाही करथि मुदा भायकैं पढ़ेबाक बड्ड लालसा रहन्हि। सुनैत छिअए जे हमरा सभमे कनिओ पढ़ि – लिखि लेलासँ नोकरी भेटि जाइत छैक। एकरा जरूर पढायब, चाहे ताहि लेल पेट काटय पड़य आकि भीख माँगय पड़य।

मुदा गाममे जे स्कूल रहय ओतय किओ टा दलित आकि गरीबक बच्चा नहि पढ़ैत रहथि। सरकार एकटा योजना चलेलक , दलितक बच्चा सभकैं बिना पाइ लेने किताब बाँटबाक। किताब लेबाक लेल घर-घर जाऽ कए यादव जी मास्टर साहेब बच्चा सभकैं स्कूल बजेलन्हि , नाम बिना फीसक , मासूलक लिखओलन्हि। सम हफता – दस दिन अएबो कएल स्कूल दुसधटोलीसँ , चमरटोलीसँ , धोबिया टोलीसँ। सभकैं किताब भेटलैक आऽ सभ सप्ताहक-दस दिनक बाद निपत्ता भऽ जाइ गेलाह। देखा –देखी कमरटोली आऽ हजामटोलीक बच्चा सभ सेहो अएलाह पढ़य, किताब मँगनीमे भेटबाक लोभे। मुदा ओतए ई कहल गेल जे अहाँ सभ पैघ जातिक छी, मुफत, किताब योजना अहाँ सन धनिकक लेल नहि छैक।

"बाबू ई काटए बला गप छैक की, छोट-छोटे होइत छैक आऽ पैघ – पैघे। स्टेटक आइ तकक सभसँ नीक चीफ-मिनिस्टर कर्पूरी ढाकुर भेल छैक, की नञि छै हौ असीन झा "।

जयराम ठाकुर असीन जीक केश अपन खोपड़ीक टूटल चारसँ हुलकैत सूर्यक प्रकाशक आसनीपर कटैत बजलाह।

" से तँ बाबू ठीके "। असीन बजलाह।

से गाममे फेर ब्राह्मण आऽ भूमिहारके छोड़ि आर क्यो स्कूलमे पढ़ए बला नहि बँचल । अदहरमे सभटा किताब ई लोकनि किनैत गेलाह ।

" हे अदहरसँ बेसीमे नहि देब , मानलहुँ किताब नव अछि, मुदा अहाँ सभकेँ तँ मँगनीयेमे ने भेटल अछि "। आऽ दुसध टोली चमरटोली आऽ धोबिया टोलीसँ सभटा किताब सहटि कऽ निकलि गेल ।

पता नहि डोमा पढ़लक आकि नहि।

## अपन अपन माय-परमेश्वर कापडि

सबके नव नेपाल, समृद्ध आ संघात्मक नेपालक सुन्दर चित्र बनएबाक बेगरता रहनि । उमटुमाएल त' बहुतो गोटे रहथि धरि चुनुआ बिछुआ, नामी—गरामी सातटा कलाकारके अपन बुमि ई भार देल गेलनि । भार अबधारि सब एहि निहुछल काजमे लागि जाइत गेला ।

केओ धर— मुडी, केओ हाथ त' केओ टाङ्ग, केओ पयर त केओ बाहिँहाथ बनाबऽमे तन्मय भ गेलाह ।

देखिते देरि सब सबआग बना बनाक अनलनि ।

आहिरेबा । जखनि जे सबके द्धारा बनाएल नेपाल मायक आगके एकठाम जोडिक देखलनि त ओ आकृति कुरुपे नहि विद्रुप आ राक्षसी लगैत छल । ई चित्र देखिते निर्माणक आग्रही संरचनावादी लोक भडकिक आन्दोलन पर उतारु भगेल ।

असलमें ई नरी चित्र भेलै कि नहि सेहे विवादक विषय बनि गेल ।

भेल कि रहै त जे पयर बनएने रहथि से रहथि माटिक मूर्तिकार आ पएर एहन सुकोमल माने परी रानीक सुन्नर पयरसन रहै । माय माये हाइछै । मायक पयर धरती परक लोकक रेहल खेहल आ कर्मठ पयर होएबाक चाही ने से रहबे नहि करए । मुँह जे बनएने रहथि से अमूर्त पेन्टिङ्गक रहैक । आँखि किदन त नाक निपत्ता । केश दोसरे रङ्गके, पश्चिमी कटिङ्गके । फडफरायल ठाढ, किछु लट ओम राएल बेहाल । हाथ धातु मूर्तिकारद्धारा बनाएल रहैक त धर काठ मुर्तिकारद्धारा बनाएल कोकनल, निरस । लगै जेना मेहन जोदर्डो सभ्यताक वा पाषणकालक उत्खनन कएल गेल हो । तहिना कटि आ ओद्रभाग हिन्दी फिल्मक आइटम गर्लक कपचि छपटिक ल आएल सनके । बेनङ्गन निर्लज ।

बात निर्विवाद छलै जे समरसताके अभावमे ई मूर्तिपूर्ण नहि भेलै । गढनिसब बेमेल बानि उबानि । बेलुरा रहैक ।

असफलता पर पछताबा कोनो कलाकारके नहि रहैक । अहँकारी हेठी सबके मनमे । आब ऐ बात पर घोंघाउज कटाउँज होइत होइत अरारि आ मारि पीट धरिक नौबत आबि गेलै । से केना त जेना एखनि नेपालक क्षेत्रीय मुद्दाक बलिधिङ्गरोक विवाद ।

काष्ठकलाबाला कहथि हपरा के अदुस अधलाह कहत, तेकरा हम बसिलेस पाङ्गि देबै । पेन्टर रङ्गकर्मीके अपन हठ हमर सृजनाके चिन्ह बुमके एकरा सबके दृष्टिए दम नै छन्हि । चित्रकारके अपने राग । पाषाणमुर्तिकारक अपने ठक ठक । सब अपन बातके इर बान्हि, गिठर पारि अडल जे मायक चित्र हमरे कल्पना भावना अनुसार बनए ।

सह लहके बाते कोन अपना आगूमे सबके सब अदने, निकम्मे बुमथि । घोल घमर्थन, गेङ्ग छेंटके वैचारिक दर्शन कहैत सब हुडफेर फेरने घुमए ।

अपना अपनीके सब तानहिबला, सुनबाला निठाहे नइ ।

लोकमे सब रङ्गके, सब तौंतके लोक रहैछ ने । ओइमेस एगोटे आगू अएलाह आ थोडथम्ह लगबैत कालाकार सहित सबके बम्बोधित करैत कहलन्हि हमर बात पहिने ध्यानस सुनैत जाऊ । बात हम पयरस सुरु करैत छी, मूहँस नहि । पहिने पयरेस एहि दुआरे जे हमरासबके सँस्कृतिमे सबसँ पहिने पयरे पूजल जाइत अछि । पयरे चलिक केओ अबैत अछि । पयरेपर केओ ठाढ होइत अछि । पयरै लक्ष्मी होइत अछि । आगत अतिथिके पयरे पवित्र मानल जाइत अछि । प्रवेशके पयर देव कहल जाइत अछि । माने पयरे प्रथम अछि । कर्मशील भेने बन्दनीय आ ई लक्ष्मीपात्र अछि । ताहि दुआरे पयरेस चित्रक निर्माण शुरु हुअओ ।

## छोटकी काकी —कुमार शुशान्त

गामक माटिक सुगन्ध, गामक बसमे बैसिते लागऽलागल । चौबीस वर्षक विछोडक बाद आइ ई सौभाग्य भेटल । जौं कही चौबीस वर्षक बनवासक बाद तहन कोनो अतिश्योक्ति नई, हमरालेल त बनवासे अछि गाम सँ दूर । जेना–जेना आन–आन गामके पार करैत बस अपन गामक लगमे अबैत गेल, तहीना–तहीना हृदयमे एकटा हटले प्रकारक उमँगक सँचारके अनुभूति होबऽ लागल । हौजी, गाममे प्रवेश आ अपन घरक दूरी दश डेगक, मूदा दू मिनट पहाड सन लगैत छल ।

उठल डेग रुकिगेल जहिना एकटा आवाज कानके स्पर्श कैलक, "छोटकी काकी गै, पाइ दहिने धान कुटबऽ ले ।" एहने बिसराह छलथि हमर छोटकी काकी । पुछलाबाद ओहो अपन परिचय "छोटकीए काकी" कहिकऽ दैत छलीह । हूनक नाम त हमरो सबके नहि बुमल अछि, लगतीह दाइ मूदा बजवैत छलियैन्हि "छोटकी काकी" नाम

सँ। ओना हमर अपने नई भऽ पटिदारीक दाइ छलीह "छोटकी काकी", मूदा अप्पन एतेक कि आँखि खुजिते छोटकी काकीक हँसैत चेहरा देखैत छलहुँ आ बाल सुलभ हठ शुरु भऽ जाए "छोटकी काकी गै ?"

"बउवा ?"

"नीन्नी( चीनी )बला रोटी बनएने कि नई ?"

"बाबु हमर बिसराह भऽ गेलहुँ, बिसरि गेलऊँ, नेन्ना हमर अखने बना दैत छी।"

वाह रे शब्दक अमृत, एतेक मधुरता !

छोटका बबा परदेश कमाइत छलथि, बड सलज लोक। एही पृष्ठभूमिमे छोटकी काकीक धियापुताक चर्चा नई देखि अपने पाठक लोकनि जरुरे बुमिगेल हायब कि "भगवानो सँ चूक होइत छन्हि", मूदा जौं हमर विचार पुछि त हम एकरा न्याय कहब भगवानके, छोटकी काकी सन लोक जे उपमा छथि स्नेहक, प्रेमक, हुनकर घेरा सिमीत नई होए ताँए।

सत्ते कहबी छैक, बचपनके घटना जे बच्चाके मानस पटल पर आकीत भऽ जाइत छैक ओ मेटौला सँ नई मेटाऽ सकैया।

प्रित दीदी नइहर आएल छलिह, हमर छोटकी काकी बेचैन, "गै छोटकी काकी किया बेचैन छें ?"

"नेन्ना रे प्रित वऊआ आएल छथिन्ह।"

"गै छोटकी काकी, ओतेक पैघ आजन, हूनकर माए प्रित दीदी तखन बऊवा कोना भेलखुन्ह ?" मोतीसन बतीसो दाँत छोटकी काकीक चमकल, कहलीह, "हमर त बऊवे छथि।"

"कि कहलहुन प्रित दीदी ?"

"बऊवा रे जतऽ रहैत छथिन्ह प्रित बऊवा ओतऽ ताजा माछ नई भेटैत छैक" एहि बातक मर्म तखन हमरा बुमबामे नई आएल छल, मूदा वेसी समय सेहो नई लागल।

सुतली रातिमे छोटकी काकीके हिंचकी हमरा भित्तर सँ मकमोरिकऽ जगा देलक। छोटकी काकी कनैत छलीह।

"किया कनैत छें छोटकी काकी ?"

"नई किछ, सोना सुति रहू"

"नईं जो कह नेऽ ?" नोर पोछैत अपन अनुरोध रखलहुँ ।

"नेन्ना रे, प्रित बऊवा काल्हि जाइ छथिन्ह, हुनका माछ खुअवितहुँ । पैंच नेने छलहुँ, किछु पाई बाकसमे रखने छलहुँ, हरा गेल ।"

"छोटकी काकी गै नई कान, हम कमाएब त तोर खूब पाई देबऊ तू हूनका माछ खुवा दियहुन", भरि पाँज धऽ कऽ माथ चुमि लेलथि छोटकी काकी ।

वात्स्ल्यक छहारीमें समय कोना कटल नई बुमाएल । कखनो काल बाबुजी, माँपर बड तमसाथि, "बिगडि रहल अछि, देखू ध्यान दियऊ"। ई शब्द, शब्द नई सँकेत छल, भेंटऽबला सजायके । किछु दिनमे परिणाम देखाई देलक, हम जिद्दपर अडि गेल छलहुँ "नई कि नईं जाएब", जिद्द निरर्थक नई छल, हमरा हिसाब सँ, बात छल छोटकी काकी सँ दूर होयबाक । पढऽवास्ते बेबी दीदी ठाम जएबाक ।

"बच्चा के बल कानव " एहि कहविके चरितार्थ करैत, छोटकी काकीके कोरामें माथ राखिकऽ खूब कानी । नोर नुकवैत छोटकी काकी कहथि,"नई "जाएब त हाकिम कोना बनव ?"

"हमरा नई बनवाक अछि हाकिम"

फेर सँ हिचकी लैत सवाल पुछि बैसियैन,"हमरा कोन जरुरी अछि हाकिम बनऽके ?, नीक बला पैन्ट शर्ट पहिरलाकबाद तोहीं त कहैछें कि हमर नेन्ना हाकिम सन लगैया", शब्द नोरक बान्ह तोडि देलक, भरि पाँज कऽ धऽ दुनु गोटा फफक्का मारिकऽ कानऽ लगलहुँ । फेर कहलथि,"आहाँके हम्मर सपत जौं नई गेलहुँ त हम्मर मरल मुहँ देखब ।" पट सँ कोरा छोडि उठलहुँ आ प्रस्थान कऽ गेलहुँ अपना घर दिस, ओइ घर दिस जकरा काल्हि धरि हम मदनबाबुक घर कहियैन (हमर बाबुजीक नाम मदनबाबु अछि )।

चारिए डेग आगु बढल छलहुँ की फेर सँ सुनाई परल छोटकी काकीक आवाज "घुरब तखने जखन हाकिम बनि जाएब ।" माँ सँग सूतब माँके आश्चर्यमे रखने छलन्हि, बेरबेर पुछथि, "कि भेल बाऊ ?"

"नई किछु, हम जाएब बेबी दीदी ओतऽ पढऽ ।" भाोर सँ भोर बाबुजी सँगे तैयार भ कऽ विदाह भेलहुँ पढि लिखिकऽ हाकिम बनवाक लेल । विदाह बेर बाबुजी कहलथि, छोटकी काकीके गोर लागि कऽ आबऽलेल । हम अपन हिसाबक बहन्ना बना लेलहुँ, मूदा गेलहुँ नई ।

बसमे बैसति काल बाबुजी कहलथि, "देखु वाएह छथि छोटकी काकी"

तका गेल, सत्ते छोटकी काकी छलीह । "किया आएल छथिन्ह एत्त ?" बाबुजी सँ पुछलिऐन्हि । प्रश्नक जबाव बाबुजी नई देलथि, हमरा चाहबो नई करैत छल बाबुजीक जबाव, किया त हम बुमैत छलहुँ छोटकी काकीके अएबाक कारण । हँ, ई नई बुमल छल जे छोटकी काकीके अन्तिमबेर देखि रहल छी । जौं ई बुमल रहैत त जतेक देर बस रुकल छल ओतेक देर कम सँ कम हुनके देखितहुँ ।

"शुश भाई एतऽ किया रुकल छी ?, कखन अएलहु" चचेरा भाईएक ई शब्द हमर तन्द्रा तोडलक ।

जे नोर छोटकी काकीके सँग रहलापर हमरा सँग छल, हूनका बिदाह भेलाकबाद विदा भऽगेल छल । अखन..... हूनकर याद फेर सँ नेने आबिगेल छल..नो...र... ।

<u>डटके जलपान-</u> कुमार शुशान्त

एकटा कविताक भाव निश्चितरुपसँ स्मरण हायत,

"सात समुद्रक जलके स्याही बनादेलजाए,

वनक जँगलके लेखनी,

समस्त धर्तीकँ कागज बनादेलजाए,

तखनो भगवानक महिमा पूर्णरुपसँ नहि लिखल जाऽसकैया"

भगवानक महिमा त छोडि दिय एतबा में त डटकेजलपानेक महिमा नई अटत । डटकेजलपान हूनक वास्तविक नाम छन्हि दिबसलाल । जे हुनकर कर्मेन भेटल छन्हि हूनक किछु महिमा प्रस्तुत अइछ,

कीऋ परिक्षाक सेंन्टर गामसँ ७० कि.मि. दूर एकटा स्कूल में रहें, आवत–जाबत नई संभव हाएत ई विचार कऽक गामक १० टा जे परिक्षार्थी छल सबगोटे एके ठाम डेरा लेनहुँ । पहिलबेर अभिभावकके नजरसँ दूर स्वच्छंद लंगोटिया यार–दोस्त संग रहबाक मौका भेटल । उमंग–उत्साह त एते कि बर्णने उचित नई । ओम्हर

अभिभावकके कि फुरौलनि से भगवान जानथि । देख–रेखलेल संग लगौलनि डटकेजलपानके । एक त राकश मंडलि उपर स न्योत से भेट गेल, डेरामें समानसब राइखकऽ फ्रेश होयबाकलेल कोका–कोला पिबाक निर्णय भेल मंइलिके । दोकानपर पहुँचिते हुकुम भेल दोकनदारके,

"दसटा खूब ठंढा कोका–कोला दऽ"

डटकेजलपान लगा कुल संख्या छल एग्यारह, मुदा जानि–बूझकऽ मंगनऊ दशेटा ।

आवशुरु भेल विवेचन

एकटा मित्र " जा हुनका नइ भेटलनि "

दोसर " नई–नई हुनका देबो नइ करबनि "

तेसर " से किया ?"

चौथा " बड़ कडा निशा होइत छैक अइ में"

सब गोटे जाहि मंशासँ गप्प नारने छलहुँ से पुरा भेल, डटकेजलपान बजलथि ।

डटके " उबारु सब, माँए बाप परिक्षा देबला पढएने छन्हि आ ईसब एतऽ दारु पिबइ छथि "

एक मित्र " तोहरा अपन ँबतजभच के शपथ छह, कतौ बजिहऽ नई "

अंगूठा द्दाप, ँबतजभच के मतलब नई बूझलथि ताएँ झगड़ा नई कएलथि, एतबे बजलनि

" ठिकछई–२ नइ कहब " ।

किछुदेर सऽबके पिबैत देख नइ रहलगलन्हि, पूछि बैसलथि," कते कड़ा होइछै एकर निशा ?"

मित्र " नइ पूछह, झूमा देतौ "

डटके "(मूंह बिचकबइत) हूँह, केहन–२ भाँग–धतूर के त सिधें घोंटि जाइ छियनि त ई कि झूमाओत ?"

मित्र " कहैत छिओ ने , भूलियोकऽ नई पिविहऽ "

डटके " एहन बात छइ तहन लबही तरे "

लेलथि कोका–कोला; मुश्किलसँ आधा बोतल पिने रहथि कि लड़बड़ाईत आवाजमें कहैछथि " हमरा

कान में फहऽहऽहऽ करईया "

एक मित्र " हौ, ई कोन बिमारी भेल "

दोसर मित्र " बिमारी नई, हिनका निशा लागि गेल छन्हि "

हौजी एतवा सुनिते आधा बोतल कोका–कोला हाथमें नेने ओङ्घराए लगलथि रोडपर । आबत भेल भीड़, जे तुरत्ते आएल रहथि हूनक एकैटा प्रश्न रहन्हि– " कि भ गेल छन्हि "

" निशा लागल छन्हि "

" कि लऽ लेलथि "

" कोका–कोला "

" बड़ नौटंकियाह लोक छथि, ओइसँ कोनो निशा लगइ छइ "

जइन एतबे जवाब धिरे–धिरे जम्मा भेल पचासटा लोकसँ सुनलथि तइन ठाढ भऽ क देहपर लागल माटि झाड़ैत बजलथि," उबारु सब, झूठे किया बजैजाइत गेले हऽ जे निशा बला चिज छइ से, करा देले ने बेइज्जति" ।

एकटा मित्र " तों किया चिंता करैत छऽ बेइज्जतिके ?, ओकरा करऽ दहक ने जकरा ठाम इज्जत छई " ।

" बोनि निक भेटल" चर्चा करैत सब गोटे पहुँचनऊ डेरामें ।

आब निर्णय भेल भोजन लेल जएबाक ।बेरा–बेरी भोजन कऽक आएल जाए ।

२ रुपैयामे भरिपेट भोजन पहिनहिं एकटा होटलमे तय कऽ क एडभान्स १० रुपैया जमा सेहो करा चुकल छलहुँ । होटलके नाम कहिकऽ सबसँ पहिने भोजन करबाकलेल पठाओलगेल डटके जलपानकैँ । घन्टा दू घन्टा, चारि घन्टा भऽगेल मूदा डटके जलपान अएलथि नहि । चिन्ता सँ बेसी कौतुहुलतावश हुनक तलाशमे सबगोटे निकललहुँ । होटल आगा पहुँचलहुँ त फेर सँ नजर पडल किछु लोकक भीडपर । पहुचिते देखैत छी जे डटकेजलपान आओइ होटल मालिक बीच गर्मागरम बहश भऽरहल अछि ।

होटल मालिक "हम कोनहुँ किमतपर नईं खुवा सकैत छी"

डटके– "अपने मने नई खुएबे, पाई देने छियौ, फोकटमे नईं"

बीच बचाव करैत होटल मालिकसँ प्रश्न पुछि बसिलहुँ–"की बात "

जबावमे खाना बनाबऽवला महराज बडका हण्डाके करछुसँ पिटैत पहुँचल ओतऽ जतऽ हमसब ठाढ छलहुँ।

दोकानदार–(खाली हण्डा दिस ईशारा करैत)"आब बुमाएल बात"

किछुदेरक चुप्पीक बाद, फेरसँ हाथ जोडिकऽ बजलथि–"सरकार हम मनुख्खक भोजनके बात कएने छलहुँ"

हमसब कहलियैन्हि–"ई त ऊचीत नई भेल ! हमसब त एडभान्स देने छी "

दोकानदार गल्लामेसँ १२ टका निकालिकऽ, लगमे आबि हाथमे पकडा देलक आ कानमें धिरेसँ कहैया–"बारह टका देलहुँ, १० टका जे अपने एडभान्स देने छलहुँ से आ सुनु–ऊ जे सामनेके होटल अछि(सामनेके होटल दिस ईशारा करैत) ओकरा मालिकसँ बड कसिकऽ दू दिन पहिने हमरा मगडा भेल छल, उपरका जे फाजिल दू टका अछि ओ हमरा तरफसँ घूसभेल, अई आदमिके काल्हिसँ ओही होटलमें पठाऊ"

दोकानदार सँगे सब मित्रके हँसैत–हँसैत पेट दुखाए लागल।

डटकेजलपान अर्थात दिवसलालजीक एक एकटा काजक वर्णन लिखऽमे जौं समुद्रक पानिके मसी बनादेल जाए त भलेही समुद्र सुखा जाए मूदा दिवसलालजीक कारनामा नई लिखा सकत। धन्यछथि....दिवसलालजी !



**वृषेश चन्द्र लाल-**जन्म 29 मार्च 1955 ई. कैं भेलन्हि। **पिताः स्व. उदितनारायण लाल,माताः श्रीमती भुवनेश्वरी देव।** हिनकर छठिहारक नाम विश्वेश्वर छन्हि। **मूलतः राजनीतिककर्मी। नेपालमे लोकतन्त्रलेल निरन्तर संघर्षक क्रममे १७ बेर गिरफ्तार। लगभग ८ वर्ष जेल।सम्प्रति तराई-मधेश लोकतान्त्रिक पार्टीक राष्टीय उपाध्यक्ष। मैथिलीमे किछु कथा विभिन्न पत्रपत्रिकामे प्रकाशित। आन्दोलन कविता संग्रह आ बी.पीं कोइरालाक प्रसिद्ध लघु उपन्यास मोदिआइनक मैथिली रुपान्तरण तथा नेपालीमे संघीय शासनतिर नामक पुस्तक प्रकाशित।** ओ विश्वेश्वर प्रसाद कोइरालाक प्रतिबद्ध राजनीति अनुयायी आ नेपालक प्रजातांत्रिक आन्दोलनक सक्रिय योद्धा छथि। नेपाली राजनीतिपर बरोबरि लिखैत रहैत

छथि।

## बी. पीं कोइराला कृत मोदिआइन मैथिली रुपान्तरण बृषेश चन्द्र लाल

हठात् अपन दडिभङ्गा आबक प्रयोजनक मोन पडि≥ते हम व्यग्र भद्र गेलहु" । प्रायः तखन दिनक एगारह बजैत छलैक हएत । शहरबजारक कोलाहल किछु पहरक हेतु शान्त भेल छलैक । स्टेशन शून्यसन छल, सडकपर गाडी वा पैदल यात्री एकाधेटा देखयमे अबैत छलैक आ' सेहो कखनोकाल । चारुकात प्रचण्ड रौदक साम्राज्य छल । आकाशमे उपर बहुत उपर चीलसभ उडि रहल छल । दोकानक नीम गाछपर कौआसभ कखनो–कखनो आबिकय कुचरि जाइक । कखनो–कखनो एकगोट बिलाडि दोकाने–दोकाने घुमैत छडपैत नजरि पडैक । ... हडाहा पोखरिपर सूर्यक प्रखर रौद अनवरत पडि रहल छल, मुदा अखनो मेघक छाह पडिते पानि करिक्का रोसनाई जका कारी भ जाइत छलैक आ' बसातक छोटको झोंक ओहिमे असंख्य हिलकोरि उठाय पानिके चञ्चल बना दैत छलैक ।

हम मिसरजी लग जा क जीद्द करय लगलहु" — शहर देखय चलू न. "

ओ आश्चर्यस बजलाह — बाप रे, एहन रौदमे... "

हम जीद्दपर उतरि गेलहु तखन ओ दिकिआकय एकगोट एक्का भाडापर लेलन्हि । शहरक पूरा परित्रमाहेतु नहि ... नगरदर्शनक पहिल पडावधरिक लेल मात्रहिं एक्का हमरासभके राजदरबारतक पहुचा देलक । ओहिठाम हमसभ उतरि गेलहु आ' तकरबाद पैदले देखैत–सुनैत आगा बढलहु। बडीटाके विशाल लोहाक फाटक लगस हमसभ ओहि लालदरबारके निहारलहु जकरा बारेमे रेलगाडीमे ओ बूढा कहैत रहथि जे बनाबयमे डेढ करोड लागत पडल छैक । जाधरि ताकि सकलहु तकैत रहलहु ओहि विशाल दरबारके आ' तहिना ओकर बडकी फूलक बगीचाके जाहिमे रङ्गविरङ्गक शोभा बढबयबला गाछ तथा फूलसभ रोपि सजाओल गेल छलैक । फाटक लग ठाढ बन्दूकधारी सिपाही हमरासभके डपटलक — कथी देखैत छह, भागह एहिठामस की ... "

तकरबाद हमसभ हथिसार, घोडसार, असबाबखाना आदि देखलहु। एकस एक चमत्कारिक वस्तुसभ देखैत सुनैत हमरासभ अन्तमे दडिभङ्गाक बजारदिसि पैसलहु । तहिया दडिभङ्गा शहर एक्के ठाम स्थित नहि रहैक — मोहल्ला–मोहल्ला, टोल–टोल आ' सेहो सभ अलग–अलग छुटल छिडिआयल जका रहैक । एक ठामस दोसर ठाम जायलेल छोटछीन ग्रामीण खण्डके पार करहिं पडैत छलैक — खेत, बारी, ताडक बडका–बडका गाछक पातिसभ आ' ओहिमे सटल ताडीखानाक एकचारीसभ बीच–बीचमे बडका–बडका नालीसभमे खदबदाइत गजगज करैत टोल मोहल्लाक गन्दगी । ... शहरक बाबूसभ खपडाबला विशाल बङ्गलाक बरन्डामे भारी, चाकर आ' बडका–बडका आराम कुर्सीपर, जाहिमे आधा शरीर सुताकय आराम कएल जाइत छैक, सुतल

दूपहरियाक शून्य निहारि रहल छलाह। कखनो–कखनो एकाधटा एक्का अथवा बैलगाडी सडकक माटिके आओर महीन गर्दा बनबैत पास करैत रहैत छल।

दडिभङ्गा शहरक दिनभरिक लम्बा भ्रमणस आखिमे विभिन्न नव–नव दृश्यसभ संजोगैत मुदा एकदम थाकल ठेहिआयल साझखन हमरासभ फेरो मोदिआइन लग पहुचलहु। मिसरजी चौकीपर बैसिते ठेहीक कारणे नमहर सास तनलनि। मोदिआइन एक बाल्टीन पानि आ' लोटा दैित कहलकन्हि — अहासभ थाकि गेल छी। ... हात–पयर धो क ठेही उतारु देखू त एहि बौआके, ... बेचारा... "

मोदिआइनक वचन अत्यन्त स्नेहपूर्ण रहैक। ततबे स्निग्धता नजरि आ' भावमे सेहो छल। मिसरजी उठि हाथमे लोटा लैत बजलाह — हम कनेक पोखरिदिसि जाइत छी। ओतहि सभ त्रियास निवृत भ जल्दीये आयब। तकराबाद हमरा काजस बाहर जयबाक अछि। "

हमहु पोखरिदिसि जायलेल उठलहु। मुदा मोदिआइन हमरा रोकि लेलकि — एखन पोखरि जयबाक जरुरी नहि छैक। ... सेहो कुबेरमे। ... आ' फेर अहा थाकलो छी "

हम ओही ठाम पीढीयेपर बैसिकय हाथ–पयर धोयलहु आ' लगेक अखरे चौकीपर जा क पलथी मारि बैसि गेलहु। मोदिआइन एकगोट बडका लालटेन लेसलकि आ' लोहाक एकगोट पातर कडीमे ओकरा लटका देलकैकि। तकरबाद एक–एक क सभ दोकानसभमे इजोत होइत गेलैक। एक्के रत्तीमे साझ मुन्हारि भ गेलैक। कीडा–फटिङ्गासभक तीख ध्वनि चारुभरिक वातावरणके हडहोडय लगलैक। अन्हारमे हडाहा पोखरि लुप्त भ गेल जेना निस्तब्धताक कारी धुधुर चद्दरि ओहि पोखरिपर चढिक पसरि गेल होइक। ओहि कारी निस्तब्धताक चद्दरिपर असंख्य भगजोगनीसभ भक–भक करैत उडय लगलैक। हमरा लागल किंवा साझक अन्हार हडाहा पोखरिपर कनेक बेशीये मोटगर भ गेल छलैक। हम कनेक डेरायल आ' शिथिल स्वरमे पुछलिऐक — मोदिआइन, हडाहा पोखरि साझ होइतहिं ... सभ दिन साझखन क एहने कारी भ जाइत अछि ? "

ओ एकबेर हमरादिसि धुमिकय देखलकि। अन्हारक कारणे शायद, हमरा बुझायल जेना ओ बहुत दूर होय आ' दूरहिंस एकटक हमरा निहारि रहलि होय। कनेक दोसरे रङ्ग लागल। मुदा लगलेक ओकर स्नेहयुत्त स्निग्ध वाणीस हम आश्वस्त भ गेलहु —बौआ, हडाहा एकगोट विशेष प्रकारक पोखरि अछि "

हम पुछलिऐक — केहन विशेष प्रकारक... ? "

ओ बाजलि — बहुत प्राचीन पोखरि अछि ई ... ... महाभारतेक समयक थिक। तहिया एतय आटव्य जङ्गल रहैक जकरा बीचमे रहैक एकगोट छोट डबडा "

तखन ?"

धीरे–धीरे जङ्गल फडाइत गेलैक । गामक बढैत क्षेत्र आ' लोकसभ जङ्गलके कटैत ठेलैत गेल । कालान्तरमे अहूठाम वस्ती बैसि गेलैक । बादमे दडिभङ्गाक एखुनका महाराजक पुरखासभ एकरा अपन जिमदारीमे समावेश क लेलन्हि । "

मोदिआइन एकहि सुरमे सुरआयल बजैति गेलि । हम अत्यन्त थाकल छलहु तथापि ओकर सुरआयल स्वरस सम्मोहित जका होइत गेलहु । ओ बजैति गेलि — जहिया ई चारुकात झारेझारस घेरल एकटा छोट डबडा जका छलैक, नित्य अही पोखरिक मोहारपर बैसिकय एकगोट मलाहिन माछ बेचैति छलि । ... मलाहिन नाम, हृष्ट–पुष्ट, सुन्नरि आ' आकर्षक छलि । जेना तहिया प्रचलित रहैक ओकर पूरा देह चानीक गहनास छाडल रहैत छलैक । ओकर घर कतय रहैक, ओ कतय माछ मारैति छलि से ककरो ज्ञात नहि रहैक मुदा ओकर माछ होइक नीक ... तैं ओकरा ओहिठाम बैसिते देरी माछ फटाफट बिका जाइक । ओ हमरा चुपचाप निसायल टकटकी लगाकय देखैत आ' सुनैत देखि बीच्चेमे रुकि गेलि आ' पुछलकि — सुनैत छिऐक, बौआ "

हम कहलिऐक — तखन फेर, मोदिआइन ? "

जेना कि सभ दिन ओ करैति छलि एकदिन ओ माछ ल क पोखरिक मोहारक अपन निश्चित स्थानपर आबिकय बैसलि । ओहि दिन ओकर डालामे एकटा बडका रोहु माछ रहैक । तखने दडिभङ्गा राजाक एकगोट नामी तान्त्रिक पोखरिमे नहाकय दुर्गा कवच पाठ करैत ओही द क जा रहल छलाह । ओ लाल धोती, लाल कमीज आ' टोपी सेहो लाले पहिरने छलाह । मलाहिनक डालीक बडका जुआयल रोहु हुनका खूब नीक लगलन्हि । ओ ओहि रोहु माछके किनि लेलन्हि । एतेकटा बडका माछ एक्के आदमीके किनैत देखि मलाहिन बड्ड हर्षित भेलि । ओ हसैति अपन खुशी व्यक्त करैति पण्डितजीके कहलकन्हि — आई त अहाक भरि घरक हेतु ई पर्याप्त आ' भरिपोख हएत । "

मलाहिन जखन हसलि त ओकर सजल मिलल सुन्नर चमचम करैत दातसभ ओकर सौन्दर्यके आओर चमका देलकैक । ठोरसभ रसायल आ' लाल भ गेलैक । तान्त्रिक ओहि सुन्नरि नारीके एकटक देखिते रहि गेलाह । तखने एकटा चील तान्त्रिकक हातक माछके झपटिकय छिनि लेलक आ' उडि गेल । मुदा माछ भरिगर रहैक तैं चील दूर नहि ल जा सकल । पचासे डेगधरि ल गेल होयतैक कि माछ खसि पडलैक । मलाहिन फेर एकबेर हसलि । तान्त्रिक खूब निहारिकय ओहि मलाहिनके देखलन्हि । हुनका लगलन्हि जेना हसीक पाछा नुकायल चेहराक मुख्य भाग वेदनास भरल कोनो प्राचीन नारीक छलैक खाली हसीयेटा ताजा आ' अखुनकाक ... । "

जेना तान्त्रिकके एकाएक कोनो गम्भीर रहस्य बुझा गेल होइन्ह ओ मलाहिनदिसि तकैत पुछलखिन्ह — मलाहिन, तो किएक हसलह ? ... तो के छह ?"

मलाहिन बाजलि — हम केओ होइ ताहिस अहाके की ? हसलहु एहि दुआरे जे कलियुगमे आदमीयेटा नहि खियायल पशुपक्षी सेहो खिया गेल । देखियौक ने, ओहि एकटा रोहुके चील उडाकय नहि ढोऽ सकल । तहियाक मनुखसभ परात्रमी आ' हाथी जका" शत्तिशाली होइत छलाह् । पशुपक्षीसभ सेहो ओहने बलुआर होइत छलैक । महाभारतक कालमे एकटा चील कुरुक्षेत्रस एकगोट योद्धाक शरीरके उठाकय अही ठाम खधियामे फेंकने छल । ... कहा कुरुक्षेत्र आ' कहा" दडिभङ्गा कतेक दूर आ' सेहो एकगोट योद्धाक भारी शरीर उधैत एतय तक उडब कतेकटाक चील होइत छल हएत तहिया । कतेक बलशाली रहल हएत "

तान्त्रिक फेर पुछलखिन्ह - तो छह के ? तो ईसभ बात कोना बुझलह ? "

मलाहिनक मुस्कान हठात् हेरा गेलैक आ' मुह विषादस कारी भ गेलैक । ओ अपन डाला उठा लेलकि — हम केओ होइ ताहिस अहाके कोन प्रयोजन ... ?"

तान्त्रिक किंचित अधिकारपूर्वक किछु बाजक प्रयत्न करिते छलाह् मुदा मलाहिन अटेरैत आगा बढि गेलि । तान्त्रिक आगास बाट घेरैत रहस्य उद्घाटित करक उद्देश्यस कडकैत बजलाह — मलाहिन, थमह तो के छह से बिना बतओने नहि जा सकैत छह तोरा हम नहि जाय देबह ।"

मुदा ताधरि मलाहिन बिला गेलि छलि । ने त ओतय कोनो मलाहिन रहैक ने ओकर डाली । खाली तान्त्रिकक कडकैत ध्वनि किछु कालधरि वातावरणमे गुञ्जैत रहल आ' किछुअे आगा खसल पडल ओ रोहु माछ बीच–बीचमे चमकैत रहलैक । "

हम अत्यन्त व्यग्रतास" पुछलिऐक — तखन फेर की भेलैक, मोदिआइन ? "

की होइतैक ? ओतयस तान्त्रिक धडफडाइत सोझे राजदरबार गेलाह, राजाके सम्पूर्ण वृतान्त सुनोलन्हि । आ' फेर तखन तान्त्रिकेक सलाहपर एहि खधियाक उत्खननक निर्णय भेल रहैक । ओहिमे महाभारत कालक योद्धासभक शरीरक कोनो हाड भेटतैक की से सोचि पाच हजार जन छौ

(अगिला अंकमे)

उपन्यास- चमेली रानी



जन्म 3 जनवरी 1936 ई नेहरा, जिला दरभंगामे। 1958 ई.मे अर्थशास्त्रमे स्नातकोत्तर, 1959 ई.मे लॉ। 1969 ई.मे कैलिफोर्निया वि.वि.सँ अर्थस्थास्त्र मे स्नातकोत्तर, 1971 ई.मे सानफ्रांसिस्को वि.वि.सँ एम.बी.ए., 1978मे भारत आगमन। 1981-86क बीच तेहरान आ फ्रैंकफुर्तमे। फेर बम्बई पुने होइत 2000सँ लहेरियासरायमे निवास। मैथिली फिल्म ममता गाबय गीतक मदनमोहन दास आ उदयभानु सिंहक संग सह निर्माता।तीन टा उपन्यास 2004मे चमेली रानी, 2006मे करार, 2008 मे माहुर।

## चमेली रानी- केदारनाथ चौधरी

रहमान नामक बडीगार्ड बोतल सँ आधा गिलास स्कॉच ढारलक़फेर थर्मस सँ बर्फ निकालि क़मिलेलक आ गिलास विधायकजीक हाथ मे पकड़ा देलक। किछु काल पहिलका झंझट सँ विकल विधायकजी सम्पूर्ण गिलासक पेय कैँ एकहि सांस मे घोंटि गेलाह। फेर पूर्ववत अपन सुरमादार आँखि कैँ युवतीक मनचुम्भी मारूक स्थान पर केन्द्रित क़निश्चिन्त भेलाह।

हम त़हरिद्वार जा रहल छी।

स्वामीजी पलथी पर राखल मोटका किताब सँ नजरि हटा क़ुयुवती कैँजबाब देलथिन आ फेर प्रश्न केलऩिमुदा ओ अइ मैऩाअहाँ काकेक संग अहि अतिकाल मे कत़विदाह भेलऊँ अछि

अर्थात युवतीक नाम मैना आ युवकक नाम काके। ओहि तीनूक बीच वार्तालाप होबय लागल। ट्रेन अपन फुल स्पीड अर्थात पाँच-छः किलोमीटर प्रति घंटाक गति मे जा रहल छल। अँग्रेजक बनाओल पटरी आ बिनु बजाओल प्रत्येक वर्षक कोशीक जानलेबा बाढ़ि। समस्त इलाका मे अभाव आ दरिद्रताक साम्राज्य। भविष्य मे कोनो परिवर्तन होयत तकर दूर-दूर तक कोनो आशा नहि। धहधह जरैत बाध बोन। कतौ-कतौ गाछ वृक्षक दर्शन। ओना चारू कात त़अकाले पसरल रहै।

सत्य वा झूठ। स्वामीज़ीकाके आ मैनाक गप-सप सँ पता चलल जे ओ सब भारदाक सटल कटकी ग्रामक निवासी छलाह। काके मेडिकल टेस्ट दिअ पटना जा रहल छल। मैना जिद्द पसारि देलक आओर काकेक संग विदा भ़गेलीह। ओ सब मौसीक डेरा पर दू दिन रहि वापस होयत। स्वामीजी समस्तीपुर सँ हरिद्वारक बोगी पकड़ि क़प्रस्थान करताह।

ट्रेन एक-दू टीसन रुकैत आगाँ बढ़ल। ओहि फस्ट-क्लासक डिब्बा मे धीरे-धीरे आलस्य पसरि गेल छलै। सब कियो गुमसुम। मैना काकेक गरदनि पर मूड़ि रखने चुपचाप पड़ल छलीह। हुनक काजर पोतल आँखि बन्द

आव निर्माण हौव बला नयां संविधानद्धारा एकटा कण्ठारहित समुन्नत, समावेशी आ विकाशशील समाजक निर्माण भ सकै आ तकर यथार्थ अनुभूति अनुभव जनता क सकय ।



ज्योतिकैँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आऽ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रोडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। मिथिला पेंटिंगक शिक्षा सुश्री श्वेता झासँ बसेरा इंस्टीट्यूट, जमशेदपुर आऽ ललितकला तूलिका, साकची, जमशेदपुरसँ।

ज्योति झा चौधरी, जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ''मैथिली लिखबाक अभ्यास हम अपन दादी नानी भाई बहिन सभकेँ पत्र लिखबामे कएने छी। बच्चेसँ मैथिलीसँ लगाव रहल अछि। -ज्योति

भूमिका : एम_पी_टूर

कहै छै जे एक बेर शेर जँ मनुषक खूनक स्वाद चखि लैत अछि तऽ ओकरा मनुषक आदत भऽ जाएत छै। सैह हाल छल हमर सबहक।एक बेर जे टिस्कोक शैक्षणिक यात्रामे जाइत छल तकरा सबमे बेर-बेर जाइके अभिलाषा जागि जाइत छलै।अही कारण सऽ लगभग आधा सऽ लऽ कऽ दू तिहाई तक विद्यार्थी तेहेने रहैत छल जे पहिनेहो आयल रहैत छल। तकर बाद एहेनो बड होएत छल जे सब तरहक इण्टर स्कूल कॉम्पीटिशनमे एक दोसर के चिन्हार भेल रहैत छल।से बड कमे लोक एहेन होएत छल जे वस्तुत: नऽब होइत छल।पहिल बेर जँ कनी अन्तर्मुखी रहितो छल तऽ अगिला बेर सऽ खूब खुलीकऽ मज़ा करैत छल।नब विद्यार्थी सबके सहायक सेहो बनैत छल।

हमहुं आन विद्यार्थी जकाँ बहुत आह्लादित छलहुं।टूर लेल चयन भेल से तऽ पिछला सालक रिजल्ट निकलिते देरी पता चलि गेल छल।लेकिन कत जायब से अहिबेरका वार्षिक परीक्षाके समाप्ति दिन बतायल गेल।जहन पता चलल जे मध्यप्ृरादेश जायके अछि तऽ बहुत खुश भेलहुं।घरक परिवेशक ई असर छल जे उज्जैन आ अमरकंटक लेल बड उत्साहित छलहुं। ताहिपर सऽ कान्हा नैशनल पार्क के देखक लालसा सेहो कम नहिं छल।पहिल बेर ई अवसर छल। अहिबेरका टुरक लक्ष्य निम्नलिखित छल:

(1) विलासपुर

(2) अमरकंटक

(3) जबलपुर

(4) भेड़ाघाट

(5) कान्हा नेशनल पार्क

(6) पचमढ़ी

(7) उज्जैन

(8) इन्दौर तथा

(9) भोपाल

1.अवैद्य नागरिकताः सिक्कमीकरणक प्रयास, 2.तराई/मधेशक आन्दोलनः लूटमे लटुवा नफ्फा,3.अन्तर्वार्ता-डा. राम दयाल राकेश/आभाष लाभ,4.त्रिभुवन विश्वविद्यालयद्धारा मिथिलाक्षर फन्टक विकास

## मनोज कुमार मुक्ति-

## अवैद्य नागरिकताः सिक्कमीकरणक प्रयास



मनोज मुक्ति

नेपालमे नागरीकता वितरण बहुतो वर्ष पहिने सँ चर्चित विषय बनल अछि। खास कऽ पहिल मधेशवादी दलक रुपमें जानल जाइत नेपाल सदभावना पार्टी अपन स्थापने कालसँ नागरीकताके अपन प्रमुख मुद्दाक रुपमे रखैत आएल छल। प्रजातन्त्रक आगमनकबाद २०४८ सालमे बनल सरकारक समयमे सेहो नागरीकताक प्रश्न सदन गर्मओने छल।सदभावना पार्टीक अडान रहैक बहुतो मधेशी जनता नागरीकतासँ बञ्चित अछि, सबके

नागरीकता देल जाए । सदभावना पार्टीक एहि अडानपर जनमोर्चा लगाएतक दलसब एकरा भारतक विस्तारवादी नीति कहैत विरोध करैत छल । हूनकर सबहक कहब रहैनि जे मधेशीसबके नागरीकता दऽदेलासँ नेपाल सिक्कमीकरण भऽ जायत ।

जनआन्दोलन २०६२/०६३ सँ पहिने सेहो नागरीकता वितरणकलेल आयोग सब बनैत रहल, अपन प्रतिवेदन बुझवैत रहल । कोनो बेर जौं नागरीकता देलोगेल त "सबै भारतीयहरुलाई नागरीकता दियो, देशमा अब विखण्डन हुन्छ" कहैत, रिट दायर कऽ मधेशमे देल जाचुकल नागरीकताके बदर सेहो कराओल गेल ।

एकटा विदेशी नागरीकके नेपालक नागरीकता देनाई वास्तवमे बहुत बडका षडयन्त्र होइत छैक, देशक हीत विपरीत काज होइत छैक । देश हीतक विपरीत काज कयनिहार ककरो नईं छाडल जएबाक चाही । ताहुमे नागरीकता सन सँवेदनशील विषयमें त सबहक नजरि रहब ओतबे जरुरी होइत छैक । मुदा जोर जोरसँ गरजनिहार सबहक मानसिकता एहिबेरक नागरीकता वितरणक समयमे देखागेल । नागरीकता वितरणक तथ्याँक अनुसार लगभग २४ लाख नागरीकता समुच्चा देशमे वितरण कायलगेल । जाहिमे लगभग ११ लाख तराई मधेशमे आ १३ लाख पहाड हिमालमें । कि वास्तवमें नागरीकता प्रप्त केने चौबिसो लाख व्यक्ति नागरीकता लेबाक हकदार रहथि ? ई एकटा पैघ प्रश्न अछि । हँ सदनमे बहुत हँगामा कायलगेल, अपनाके देशक ठिकदार कहनिहार देखावटी देशभक्त पार्टीसबद्धारा । अहु हँगामा सबहक एकहिटा कहब छल जे तराई मधेशमे सबटा भारतीय सबके नेपाली नागरीकता द कऽ देशके सिक्कमीकरण करबाक तैयारी कायल जाऽरहल अछि । मुदा कि नागरीकता वितरण कयनिहार अधिकारीमे कएटा व्यक्ति तराई या मधेशी मूलक रहथि ? आँगुरपर गनल जा सकैया । अवैद्य रुपसँ वितरण कायलगेल नागरीकता मधेशक विरोधमें बहुत पैघ षडयन्त्र अछि । मधेशमें जाऽक गैर मधेशी अधिकारीसबद्धारा जे किछु मात्रामे विदेशी सबके मोटगर पाई ल कऽ नागरीकता वितरण कायलगेल अछि से मधेशीसबके अपने धर्तीमे गुलाम बनयबाक चालि अछि । एकर दू टा पक्ष अछि, जौ नागरीकता लेने विदेशी भुख्खे मरत त उदारवादी मधेशी अपनो हिस्साक भोजन देबऽमे पाछा नई रहत, आ मानसिक एवं शारीरिक यातनाक पीडा मेलैत रहत । जौ पाइके बलपर नागरीकता लेने कोनो धन्निक विदेशी गाममे रहत त गामक जिमदार बनिकऽ सबके फेरसँ कमैया बनालेत जेना पश्चिमी तराई मधेशमे थारु सबके पहाड सँ विस्थापित पहाडी सबद्धारा कमैया बनालेल गेल । ताएँ एहि बातपर मधेशीसब सचेत रहथि आ विदेशी सबके नागरीकता लेबऽसँ सकभर रोकलथि । मुदा तैयो पाइयक भुखल आ द्धेष भावनासँ कुटिकुटिकऽ भरल गैर मधेशी अधिकारीसबद्धारा मधेशोमे किछु नागरीकता अवैद्यरुपसँ वितरण कायलगेल ।

दोसर दिश पहाड आ हिमालमे जे जनसँख्यो सँ बेसी नागरिकता वितरण भेल ताइके विषयपर सदनमे ककरो बकार धरि नहि फुटल । कत चलिगेल ओई देशभक्त नेता सबहक देशभक्ति ? ई अहिने प्रष्ट कऽदैत अछि जे ओइ खोखला देशभक्तसबक नियति, ओसब कि चाहैत अछि, आ कत सँ सञ्चालित अछि ?

वास्तवमे अवैद्य नागरीकता वितरण क कऽ नेपालके सिक्कमीकरण करबाक प्रयाश सोंचल समझलरुपमें शुरु भऽगेल अछि । नेपालमे लाखोके सँख्यामें तिब्बती, भुटानी आ भारतीय(दार्जिलिङ्ग) नागरीकके नागरीकता द कऽ वैद्य नागरीक बनयबाक खेल शुरु भऽगेल अछि, आ तकरा सब मधेश विरोधी मानसिकताक लोक

भितरिया मोन सँ स्वागत करैत गदगद भऽ रहल अछि। एकर कारण एक्कहिटा अछि जे नागरीकता लेनिहार तिब्बती, भुटानी आ भारतीय(दार्जिलिङ्ग) लोकके मुँहकान आ प्रायःके भाषा नेपालक ओइ बेतुक्का देशभक्त नेता सबसँ मिलैत जुलैत अछि। ई सिक्कमीकरण नईं त कि अछि ? देशक सम्पूर्ण सचेत नागरीकके सोंचबाक चाही।

## तराई/मधेशक आन्दोलनः लूटमे लट्ठवा नफ्फा

मनोज झा मुक्ति

सँयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चाक नामपर भेल तराई/मधेशक आन्दोलन अन्तोगत्वा सातदलक सरकारके फागुन १६ गते वाध्य कऽदेलक आ सातदलक सरकारके तरफसँ प्रधान मन्त्री गिरिजाप्रसाद कोइराला, तात्कालीन नेकपा एमालेक मुखिया माधव नेपाल आ नेकपा माओवादीक अध्यक्ष पुष्प कमल दहाल "प्रचण्डक" उपस्थितिमे आठबुँदे सम्मझौता पत्रपर हस्ताक्षर कएलक। सम्मझौता लागू कायल जाएत ताहि शर्तपर मधेशवादी दलसब तत्काल आन्दोलन स्थगित कएलक आ संविधान सभाक चुनाव संभव भऽसकल।

तराई/ मधेशक आन्दोलनके विखण्डनकारीक आन्दोलन, संविधान सभा विरोधीक आन्दोलन एवं राजावादीक आन्दोलनके आरोप लगौनिहार, देखावटी कऽरहल आ अपनाके गणतन्त्रवादी कहऽबला एवं द्वेषक मानसिकतासँ कुटिकुटिकऽ भरल नेपालक सञ्चारकर्मीके मुँहपर पैघ झापड लागल जखन शान्तिपूर्णरुपसँ तराई मधेशमे संविधान सभाक चुनाव सम्पन्न भेल।

संविधान सभाक चुनाव सम्पन्न भेलाकवादमें जहन संविधान सभाक पहिल बैसार भेल त तराई/मधेशक विरोधमे सबदिनसँ मेंहक काज करैत आएल राजतन्त्रक समाप्ति भेल जे तराई/मधेशक जनताके सबसँ पैघ विजय छल। जखन संविधान सभाक काज आगु बढल त मधेशी जनताक भोंटसँ जितिकऽ आएल मधेशी सभासदसब विगतके सम्मझौताके सुनिश्चित करबाकलेल अन्तरिम संविधानमे लिखएबाक माँग सहित सदन अवरुद्धक काज करऽलागल। अवरुद्धक काजके फेरसँ, नेपालके अपन बपौटी सम्पति बुझनिहार विभिन्न दलक नेतासब आ संकिर्णतासँ भरल प्रयः छोटसँ पैघ सँचारकर्मीसब( अपवादकरुपमे किछु छोडिकऽ) सदन अवरुद्धक काजके विदेशीक ईशारापर कराओल जाऽरहल, देशके विखण्डनकेलेल कायल जाऽरहल लगाएत नाना प्रकारक आरोप लगेबाक शुरु कऽदेलक। आरो त आरो तराई/मधेशक जनताक भोंटसँ जितिकऽ आएल आन–आन पार्टीक तराई/मधेशक ठिक्कालेने मधेशी नेतासबसँ विरोध करौनाई शुरु कऽ देलक। ओना विरोधक मोहराक रुपमें किछु नेता आगा आबिकऽ अपन मालिकके मन जितबामे सफल सेहो रहलाह आ मधेशीदलक नेता मात्र मधेशक हीत नई सोचत, हमहुँसब मधेशेकलेल लडव, कहिकऽ जितल मधेशवादी दल बाहेकके नेतासब सेहो अपन पद बँचेवाक डरसँ मौने रहऽमे भलमन्साहत बुझलथि।

एम्हर, कहियो अञ्चलाधिश रहल राप्रपाक नेता नरेन्द्र चौधरी अध्यक्ष रहल थारु कल्याणकारिणी सभा थरुहट स्वायत्त प्रदेशक माँग करैत मधेशीदल आ सरकार सँगभेल सम्मझौताके लागु नई करबाकलेल दबाव

स्वरुप जुलुश,बन्द आ चक्काजामके आयोजना करऽलागल । ओना जौं एहि आन्दोलनक नेता सबहक विगतके पृष्टभूमि देखि त किछु सोंचबाकलेल विवश भेल जाऽसकैया । अखन एहि आन्दोलनक अगुवाई कऽरहलछथि– राजकुमार लेखी, जे एमालेमे बहुत दिनसँ लगितो टिकट पएवामे असफल रहल अछि । आब राजनीतिक विश्लेषकके मानी त एमालेसँ राजकुमार लेखीक टिकट पक्का–पक्की अछि एहि विरोध प्रदर्शनक बाद । किशोर विश्वास, जे विशुद्धरुपसँ मधेशीके पार्टीक नामसँ जानल जाएबला नेपाल सदभावना पार्टीसँ अपन राजनीतिक जिवनक शुरुवात कएलक । माघ आन्दोलकबाद मधेशी जनाधिकार फोरममे सक्रिय भेल, फोरमद्धारा निष्कासित भऽ भाग्यनाथ गुप्ताके अध्यक्षतामे मधेशी जनाधिकार फोरमक दर्ता करौलक जकर उपाध्यक्ष किछुदिन रहल आ पुनः निष्कासित कऽदेलगेल । एहि थरुहटके आन्दोलनसँ हुनको एकटा प्लेटफार्म भेंटगेल अछि, आब देखबाक ई अछि जे एहि प्लेटफर्मपर हूनकर गाडी कतेक दिन धरि रुकत

आरो जे हुए, थारुसब नेपालक आदिवासी अछि एहिमे कोनो शंका नहि । सबके अपन–अपन अधिकार भेंटवाक चाही । मूदा अपन अधिकारकलेल दोसरके अधिकारक हनन कायल जाए, कतेक ऊचीत गप्प अछि मधेश हुए, तराई हुए, थरुहट हुए या कोनो अन्ये नाम किया नई दऽदेल जाए ओहि प्रान्तके जनताकेँ समान अवसर, पहिचान, अधिकारक ग्यारेन्टी एवं स्वायत्तता भेंटवाक चाही । एकटा बात जे सबके आश्चर्य कएने अछि– मधेशी चोर देश छोड, एक मधेश एक प्रदेश नई थरुहट चाही ! ई कहिकऽ कायलगेल विरोध प्रदर्शनमें मगर सँघक व्यानरके, चुरे भावरक लोक सबके । मानिलेल जाए जे मधेश शब्दके बदलिकऽ तराई या थरुहट राखिदेल जाए त ताईमें मगरके आ चुरे भावरके कोन तरहक फायदा भेटतैक जौं मधेश स्वायत्त भऽ जएतैक त झलनाथ खनाल लगाएतके कोन श्रीसम्पति हरण कऽदेल जेतैक किया ओ सब एकर विरोध कऽरहल अछि ऊत्तर ताकब जरुरी अछि ।

सबदिन सँ तराई/मधेशके चरणकेरुपमे बुझने, महेन्द्रक फूटक नीति अनुरुप पहाडसँ तराईमें आबि सोझसाझ आदिवासी थारुके सम्पति हडपिकऽ ओकरा हरुवा आ कमैया बनेने एहि तरहक शोषक मानसिकताके पृष्टपोषक झलनाथसब किया चाहतैक जे ओतुक्का थारु लगाएत आन समुदाय सुखी आ सम्पन्न बनय आ जाधरि तराई/मधेशके स्वायत्तता नई भेटतैक ई सम्भव नहि से ओकरा सबके बुमल छैक । अन्तमे संघीयता या स्वायत्तता देलो जाए तराई/मधेशके त अपना अनुसारके बाँटिकऽ जे कहियो तराई/मधेशक जनता शक्ति सम्पन्न आ सामर्थवान नहिं भऽ सकय । ओकरा सबके नींक जकाँ बुमल छैक जे सम्पूण तराई/मधेश या थरुहट कोनो नामपर एक प्रदेश भऽगेल त हमरा सबहक कोनो चारा नई चलत ओतऽ । दोसरदिस अपनाके जनताके आवाज कहनिहार नेपालक सँचारकर्मी आ नागरिक समाज लगाएत बुद्धिजिबीपर पैघ प्रश्न उठाओल जाऽरहल अछि– सातदलक शिर्षस्थ नेताक सहमति/उपस्थितिमे,सातदलक सरकारक प्रमुख एवं राष्ट्राध्यक्ष रहल व्यक्तिद्धारा हस्ताक्षरित सम्मौताके लागु करबाकाल आयोग निर्माण आ विभिन्न बहाना कायल जाति छैक से हूनका सबके नई सुमाति छन्हि आ भेल सम्मौताके कार्यान्वयनके सुनिश्चितताक माँगमे हुनका सबके विदेशीक ईशारा आ विखण्डनके बात सुमाति छन्हि ।कि सम्मौताके सँग भऽरहल मजाकक बाद कोनो समूह सरकार या ककरो सँगे वार्ता करत ? माधव नेपालक सम्मौतामे रहल सहमति एमालेक सहमति छल की माधव नेपालक व्यक्तिगत,जे

मलनाथ सम्मौताक पुनःविचारक बात करैत छथि ?जौं से बात छैक त हूनका पार्टीक नाम सेहो बदलि लेबाक चाही ।एहि बातपर किया नागरिक समाजके मूँह बन्द भऽगेल अछि, किया सँचारकर्मीक कलम ठमहि गेल अछि ? हूनका सबके ई नई बुमल छन्हि, जे देशक कोन पार्टी आ नेता कत–कतऽसँ सञ्चालित अछि ?निश्चित रुपसँ बुमल छन्हि, मूदा कोनो वर्ग विषेशके पकडमें रहल सँचारकर्मीसब अपना अनुसारे विश्लेषण करैत अपन मनमर्जी अनुसार नङ्गा नाँच कऽरहल अछि आ आम जनमानसमे मिडियाक छविकैं तहसनहस कऽ रहल अछि । बजतैक कैं ? जौं एक ठाम कोनो अदना तराई/मधेशक लोक देशक विखन्डनक गप्प करैत छैक त सब मिडियाक प्रमुख समाचारकरुपमे ओकरा परसल जाइत छैक,मूदा सदनसन सर्वोच्चठाममे जहन एकटा प्रतिष्ठित मधेशी नेता सरकारमे सहभागि सबके दोष प्रमाणित करैत देशमे विखण्डनके बीजा रोपणक गप्प करैत छथि त ओ नाहियोंटा समाचार नई बनि सकैया ?

अन्तोगत्वा जौं राष्ट्रप्रमुखद्धारा कायलगेल सम्मौता लागू नईभेल त देशमे केओ ककरो पर विश्वास नई करत आ एतेक पैघ सँकटके ई जन्मदेत से सबके बुमितो मौन अछि । आ दोसर बात तराई/मधेशक जनताके ई बात बुझनाई जरुरी अछि कि तराई/मधेशक जनताके अधिकार सम्पन्नता चाही आ स्वायत्तता चाही । तराई/मधेशक जनता अधिकार सम्पन्न नई भऽजाए आ सबदिन दास बनल रहय से मानसिकतासँ जे अपना घरमे फूट कराओल जाऽरहल अछि तकरा समयेमे बुझनाई जरुरी अछि । ओतुक्का जनताके एकैहिटा प्रदेश चाही या १०टा, तकर निर्णय ओतहिक जनता करत नई कि फूटाकऽ राज करबाक सोंचनिहारसब । जौं अपनाके मधेशवादी कहऽबला दलसब सेहो कोनो तरहक गलत निर्णय करैत छथि त हूनको सबहक विरोध होबहिक चाही ।

## अन्तर्वार्ता-डा. राम दयाल राकेश/आभाष लाभ.....



सरकारके ध्यान छठि पावनिपर देवाक चाही.....डा. राम दयाल राकेश ( सँस्कृति विद)

छठि पावनि मधेसके संस्कृति कियाक मानल जाईत अछि ?

–छठि पावनके अपने मौलिक विशेषता छइ,, ई पावनि शुरु होबऽ सँ एकमहिना पहिने सँ पावनि कयनिहार सब तैयारी मे लाईग जाईत छथि । एकर तैयारी आ पुजाके जौं देखल जाय त अईमे विशुद्ध मधेसी संस्कृति पाउल जाईत अछि । पावनि केनहार सँ लक ओईके तैयारीमे लागल हरेक व्यक्ति ओ संस्कृतिमे भिजल रहल पाओल जाइत अछि । ओकर प्रसाद सँ लऽक हरेक सामगी्रमे मधेसक संस्कृति देखल जाईत छक, ओ पावनिके अवसरमे गावै वाला विभिन्न धुन तथा गीत सब मैथिल संस्कृतिमे गाओल जाईत अछि ।

ई पावनि कियाक मनाओल जाईत अछि ?

–एकर अपने पहिचान आ विशेषता छैक । सब पावनि सँ अई पावनिके अपने इतिहास छैक किया त कोनो पावनि एसगरे अपना घर परिवार मे रहिकऽ मनाओल जाइत अछि मुदा ई एकटा एहन पावनि अछि जे खुला जगहमे सामूहिक रुप सँ मनाओल जाइत अछि । अई पावन के मात्रे लोकतान्त्रीक पावनि कहल जा सकैय कियाक त अई पावनि मे कोनो भेदभाव उच्च नीच, जात भात नई देखल जाइत अछि । अई पावनिमे सूर्यके पुजा भेलाके कारण आओर एकर गरीमा के उच्च देखल जा सकैय । सूर्य जहिना ककरो पर भेदभाव नई क कऽ सम्पूर्ण जगतके रोशनी प्रदान करैत अछि, तहिना छठि पावनि सब के एक समान रुप सँ देखैत आईव रहल छैक ।

ई पावनि अपना परीवार के सुख समृद्धिके लेल तथा कोनो रोग व्यधा नई लागै से मनोकामना सँ मनाओल जाइत अछि । भोर आ साँझक सूर्यके किरणमे एक प्रकारके गरीमा होईत अछि जकरा रोशनी सँ शरीरमे रहल विभिन्न विमारी फैलाब वाला किटाणु सबके नष्ट सेहो करैत चर्मरोग सँ बचाबैत अछि । चर्म रोगके अचुक दवाई मानल जाईत अछि छठि पावनि ।

छठि पर्व मे महिला सब अपना आचरा पर नटुवा कियाक नचवैत छैथ ?

–एकरा एकटा श्रद्धाके रुपमे लेल जा सकैय, छठि माताके ध्यानमे राखि क कोनो किसीमके मनोकमना केला सँ जौं ओ पुरा भ जाईछै त ओई देवता पर आरो श्रद्धा बैढ जाईछै आ ओहि किसीमके कौबुला क क अपना आँचर पर नटुवा नचवैत छैथ।

छठिक घाट पर चमार जाईत सब ढोल( डुगडुगीया) बजावैत छथि, ओकर कि विशेषता अछि ?

–ओकरो जातिय तथा संस्कृति परिचयके रुपमे लेल जा सकैय, ओ जाईत सब अपन संस्कृति आ संस्कारके बचएबाक लेल ओ काज क रहल अछि। ओ ढोल बजला सँ घाट पर कतेक मधुरता आ रौनक महशुस होईत रहैत अछि, ओना त कते लोक सब अग्रेजी वाजा बाजा क पावैन मानावैत छैथ मुदा जतेक ढोल पीपही के आवाजमे संस्कृति के झलक भेटैत अछि ओते कोनो बाजामे नई।

अई पावनि मे सूर्यके पुजा होईतो पर छठि माता या छईठ परमेश्वरीके नाम सँ कियाक जानल जाईत अछि ?

–सूर्यके अर्थ उषा होईत अछि, उषा भगवतिके रुपमे पुजलाके कारण एकरा छठी माताके रुपमे सम्बोधन कायल जाइत छैक। ओना त स्पष्ट रुपमे कतौ ने अई विषयमे चर्चा भेल अछि लेकीन किछ शास्त्रमे महाभारत के कुन्ति शुरुमे छठि पावनि केने े रहैथ ओही दिन सँ छठि पावनि शुरु भेल अछि से कतौ कतौ उल्लेख पाएल जाईत अछि।

दिनकर के आ जलके कि सम्बन्ध अछि ?

–जल के आ दिनानाथके बहुत गहिर सम्बन्ध अछि, बिना जलके दिनकरके पुजे नई भऽ सकैय हुनका खुश करबाक लेल जल चाहबेटा करी । छठिएके उदाहरणके रुपमे लऽ लिय, ओ पावनि बिना जल के नई भऽ सकैय कोनो जलासय नई भेला पर अपना घरमे खधिया खनि क ओइमे जल राईख क पावनि सम्पन्न करैत अछि, कियाक त दिनानाथे सूर्य छथि । एकटा एहो कहि सकै छि कि सूर्य मे बहूत गर्मी भेला के कारण जल के अर्घ देला सँ ओ किछ ठन्ढा होइत छैथ ।

लोकतान्त्रिक गणतन्त्रमे छठि पावनिके संस्कृतिके बारे मे अपने कि कहब अछि ?

– हम गणतन्त्र नई कहिक लोकतन्त्रके चर्चा करैत ई कहव कि छठि एकटा विशुद्ध लोकतान्त्रिक पावन अछि, समानुपातिक ढगं सँ एकरा मनाओल जाइत अछि । सामूहिक रुपमे मनबाक सँगहि अई मे कोनो भेद भाव नई होइत अछि । गरीब सँ लक धनीक तक सब एकरा समान ढगं मनावैत अछि ।

जनता गणतन्त्रके रस्ता चलनाई शूरु कदेलक मुदा सरकार अखुनो े पाछा परल अछि । अखनो े मधेसी पहाडी बीच , दलित गैर दलित बीच, गरीब धनीकके बीच भेदभाव अछि, कि एकरे गणतन्त्र कहबै ? नवका नेपाल बनाबऽ लागल ने ेतागण सबके छठि पावनि सँ किछ सिखवाक चाहि ।

## अन्तर्वाता ...आभाष लाभ

(२०२८ सालमें डा.राजेन्द्र विमल आ श्रीमति विणा विमलक सन्तानक रुपमें जनकपुरक देवीचौकक निवासमें जन्म लऽ २२ वर्ष पहिने सँ निरन्तर मैथिली गीत सँगितक आकाशमें ध्रुवतारा जकाँ चमकैत रहऽबला एकटा मिथिलाक बेटा छथि, गायक आभाष लाभ । बाल्येवस्था सँ विभिन्न मँच सबपर अपन आवाज सँ दर्शक श्रोता सबके हृदयमें वास कयनिहार आभाष लाभ, मैथिली आ मिथिला सँ सम्बन्ध रखनिहारकलेल चीरपरिचीत नाम अछि । प्रस्तुत अछि, गायक आभाष लाभ सँगक भेल बातचीतक प्रमुख आश )

१. आभाष जी गीत सँगीतमें कहिया सँ लगलहुँ?

कहिया सँ लगलहुँ से त नई बुझल अछि, मूदा बच्चे सँ जनकपुर आ लऽग परोसक गाँव सबहक एकौटा मञ्च हमरासँ नई छुटैत छल।

२. पहिलबेर आहाँक रेकर्डेड गीत कोन अछि

- पहिलबेर हम नेपाल सँ बहराएल अशोक चौधरीक मैथिली क्यासेट पानस में गीत गएने छलहुँ।

३. मैथिली गीत सँगीतक अवस्था केहन बुझा रहल अछि?

जतेक होयबाक चाही ओतेक सँतोष जनक नहि अछि। नव नव प्रतिभा जाई तरहें एबाक चाही, नई आबि रहल छैक। दोसर बात अखन प्रविधि एतेक परफेक्ट भऽगेल छैक जे पाइ सेहो वड खर्च होइत छैक।

४. की बुझाइया, मैथिली गीत सँगीतमें लागिकऽ अखनुक युगमें बाँचल जा सकैया

एकदम नीक जकाँ बाँचल जा सकैया एही क्षेत्रमें लागिकऽ। मैथिलीक क्षेत्र बहुत पैघ छियै। जौं मेहनतिसँ नीक काज कायल जाए त मैथिलीयो सँगीतक क्षेत्रमें बहुत पाई छै। उदाहरण लऽ सकैत छी, हमरे सबहक क्यसेट "रे छौंडा तोरा बज्जर खसतौ"के जे १५ लाख प्रति बिकाएल छल। तहिना "गीत घरघर के" जे जहिया सँ बहरायल तहिया सँ आइयोधरि बिकाइते अछि। हँ, काज नीक होयबाक चाही।

५. प्यारोडीके प्रभाव केहन पडि रहल छैक मैथिली गीत सँगीत पर?

प्यारोडी मौलीकताके साफ साफ खतम कऽ दैत छैक। गीत सँगीतक क्षेत्रमें लागल श्रष्टा सबके मनोवलके तोडिकऽ राखिदेने छैक प्यारोडी गीतसब।

६. प्यारोडी गीत सँगीत सँ पिण्ड छुटबाक उपाय की

देखियौ, जखन अपन सँगीत या गीत नई हुए तखन प्यारोडीके किछ्ठ हद धरि पचाओल जाऽ सकैया,मूदा मैथिलीमे अपन मौलीक सँगीतक आभाव त कहियो नई रहलै। जहातक प्यारोडी गीत सँगीत सँ पिण्ड छुटेवाक बात छई त अइमे आम जे श्रोता सब छथि, जे वास्तविक रुपमें चाहैत छथि की अप्पन मौलीक सँगीतक विकास होइ, हूनका सबके प्यारोडी गीतके निरुत्साहीत करबाकलेल ताई प्रकारक क्यासेट किनऽसँ परहेज करऽ पडतन्हि आ सँचार माध्यम सबके सेहो ओहन गीत बजेवा सँ बचऽ पडतन्हि, तखने ई सँभव अछि।

७. नेपालीय आ भारतीय मिथिलाञ्चलमें मैथिलीक बहुत रास काज भऽ रहल छैक, की अन्तर बुझाऽ रहल अछि दूनु देशक मैथिलीक काजमे

हम त मात्र एतबा बुझैत छियै जे एकटा हमर सहोदरा विदेशमे कमाऽरहल अछि आ हम नेपालमे । दूनु ठाम अपना अपना तरहें काज भऽरहल अछि एतबे बुझु ।

८. अखन सऽभ भाषाक गीतमे रिमिक्सके बाढि आएल बुझाति छई, एकरा कोन रुप सँ आहाँ देखैत छियै?

बहुत नीकबात छई रिमिक्स गीत औनाई । समय अनुसार आधुनिकीकरण होयबाके चाही । समाजकलेल आ बजारकलेल गीत गौनाई दूनु दूटा बात छियै, ताहिमें गीत सँगीतक व्यावसायीकरणमे रिमिक्स बहुत नीक सँकेत छई । रिमिक्स गीत बहरेवाक चाही बशर्ते अपन सँस्कार नई लुप्त भऽ जाई ताइके ध्यानमें रखैत ।

९. अखनधरि कतेक गीत गएलहुँ जे रेकर्डेड अछि?

अखनधरि लगभग साढे तीनसय गीत हम गाबि चुकल छी जे रेकर्डेड अछि ।

१०. क्यासेटके अलावा कोन फिल्ममें अपन स्वर देने छी आहाँ ?

मैथिलीमे दहेज,ममता,प्रितम,आशिर्वाद फिल्ममे, तहिना भोजपुरी फिल्मसब सजना के आगना, ममता, तहार गलिया आदिमे ।

११. स्टेज शो के सीलसीलामे कतऽ कतऽ गेलहुँ?

अपन देश नेपालक लगभग सबठामके अलावा, कतार (४बेर),दूवई(२बेर),मलेशिया,पाकिस्तान,बंगलादेश, भारतक विभिन्न शहरमें अखन धरि जाऽचुकल छी ।

१२. नव की आबि रहल अछि मैथिल श्रोता सबहक लेल?

बहुत जल्दिए निखिल राजेन्द्रक सँगीतमे भेनस क्यासेट सँ रिलिज भऽ रहल अछि....

## त्रिभुवन विश्वविद्यालयद्धारा मिथिलाक्षर फन्टक विकास

मैथिली लेखक एवं अन्य मैथिली भाषी लोकनिक भावनाकेँ सम्मान करैत त्रिभुवन विश्वविद्यालय भाषाविज्ञान केन्द्रिय विभाग तथा मदन पुरस्कार पुस्तकालय भाषा सञ्चार परियोजना अन्तर्गत यूनिकोड पर आधारित जानकी नामक मिथिलाक्षर(तिरहुता) फन्टक विकास कयलक अछि । एहि फन्टक मादे आब सँसार

भरि इमेल मिथिलाक्षरमे पढल जा सकैत अछि। सँगहि, वेबसाइट पर मिथिलाक्षरमे पाठ्यसामग्री साखल जा सकैत अछि।

मुद्रणक कठिनाई सँ मैथिली भाषा देवनागरी लिपिमे सामान्य रुपसँ लिखल जाइत अछि आ मिथिलाक्षरक प्रयोग बहुत सीमित क्षेत्रमे होइत जाऽ रहल अछि। यूनिकोडमे आधारित जानकी फन्टक आगमन सँ मिथिलाक्षरक प्रयोगक विस्तार होयबाक सँभावना बढल अछि। ओना दू वर्ष पहिनहिँ निजी स्तरपर श्रविण झा आ गँगेश गुञ्जन मिथिलाक्षर फन्टक निर्माण कयने रहथि।

मकर सँक्रान्ति अर्थात तीला सकराँइत-/जितिया पावनि-मनोज झा "मुक्ति"

मकर सँक्रान्ति अर्थात तीला सकराँइत-मनोज झा "मुक्ति"

मकर सँक्रान्ति अर्थात तीला सकराइँत माघ महिनाक पहिल दिन, प्रायः माघ मासक १ गतेके मनाओल जाइत अछि। मकर सँक्रान्ति माघभरि लोक भोरमे स्नान करैत अछि। माघ मासक सँक्रान्तिक दिन लोक उडीदक दालि, चाउर,तिलबा, चुल्लौर आदि दान करैत अछि। धनवान लोकसब गोदान, उनीवस्त्र, कम्बल, सोन आदि सेहो दान कायल करैछथि। एहि दिनमे खिच्चरि खएबाक चलन चलि आएल अछि। आजुक दिन भगवान भगवतीके चुल्लौर, तिलबा चढाओल आइत अछि। बहुतो ठाम दिनमें चूडा,दही,चुल्लौर आ रातिमे भोजन काएल जाइत अछि। आ किछु ठाम चुल्लौर, तिलबा, चूडा,दही जलपान कऽ दूपहरक भोजन खिच्चरि सँ सँम्पन्न होइत अछि।

मिथिलाञ्चलमे भेरे स्नान कऽ कऽ तीलक डाँठ अर्थात तीलाठीक आगि तापल करैत छथि। जौं तीलक डाँठ उपलब्ध नई होमय सकल त आगिमे तीलक किछु दाना धऽ आगि तापि परम्पराके निर्वाह कायल करैछथि। ताइकेबाद अपना सँ पैघ या कहु श्रेष्ठद्धारा चाउर, तील आ

गुँड मिलाबिकऽ बनाओलगेल तील खुवाबिक अपना प्रतिके कर्तव्यबोध कराओल जाइत अछि, जकरा "तील बहव" कहल जाइत अछि।

ई पावनि सँ आयु, आरोग्य, सम्पति, रुप, गुणक प्राप्ति होएबाक सँगहि सब तरहक पापसँ मुक्ति भेटबाक विश्वास कायल जाइत अछि। माघ स्नानके बृहत मन्त्र सेहो होइत अछि जे एहि प्रकारक अछि

ॐ माघमासमिमं पुण्यं स्नाम्यहं देव माधव।

तीर्थस्यास्थ जले नित्यं प्रदीदा भगवन हरे।

दु ःख दरिद्रयनाशाय श्रीविष्णोस्तोषणय च ।

प्रातः स्नानं करोम्यद्य माघे पाप प्रणाशनम्।

मकरस्थे रवौ माघे गोविन्दाच्युत।

स्नानेनानेन मे देव यथोक्त फदो भव।

दिवाकर जगन्नथ प्रभाकर नमोऽस्तुते।

परिपूर्ण कुरुष्वेदं माघस्नानं महाव्रतम्।

ओना वैज्ञानिक दृष्टिकोणे गुँड खएला सँ शरीरमे गर्मी अएबाक कारणे जाढ मासमे एही पर्वके अति उपयोगी मानल जाइत अछि।

# जितिया पावनि- मनोज झा "मुक्ति"

मिथिलामे बहुतो पावनि बड श्रद्धापूर्वक मनाओल जाइत अछि। मिथिलाके साँस्कृतिक रुपसँ धन्निक कहऽजायबामे एहि पावनितिहार सबहक बहुत पैघ महत्व रहल अछि । ओना सब पावनि सबहक अपन हटले महत्व रहल करैत अछि, सब पावनिके अपन अपन प्रयोजन सेहो ओतबे विशेष भेल करैत छैक।

मिथिलामे मनाओल जाएबला एकगोट महत्वपूर्ण पावनि सबमे सँ जितिया पर्वके अपने तरहक महत्व रहल अछि । मिथिलाञ्चलमे प्रचलित अछि जे केओ पुरुष कोनहुँ दूर्घटनासँ बाँचिगेल त कहल जाइत अछि,माय षडजितिया केने छलै ताहिसँ बाँचि गेलै। ई वाक्य स्पष्ट करैत अछि जे जितिया पावनि एकटा बेटाकेलेल हूनक मायद्धारा कायल जाइत अछि।

भविष्य पुराणमे सेहो उल्लेख अछि जे पुत्रक दिर्घायुक कामनासँ ई व्रत कायल जाइत अछि। जितिया पावनि, कृष्ण अष्टमीक दुनू साँझ उपवास कऽ भोरमे तिथि बदललापर पारणा करबाक विधान रहल अछि। मिथिलाञ्चलमे जितिया व्रतसँ एक दिन पूर्व अहिवात स्त्रिसब माछ मरुआ अरबधिकऽ खाएल करैत छथि। तहिना पावनि केनिहार विधवा लाकनि अर्वा अर्वाइन खाइत छथि। भिनसरमे जौं अष्टमी नहि पडल रहैत छैक त चूडा दही ल ओंगठन करैत छथि। ताएँ बुझाइया ई कहबी बनल छई, जितिया पाबनि बड ध्यान रखैत छथि। एहि तिथिमे योग विशेष भेलापर षडजितिया मनाओल जाइत अछि, जकरा बहुत पैघ मानल जाइत अछि। जाहि दिनमे प्रदोष कालमे अष्टमी पडैत छैक ओह दिन व्रत होइत अछि, जौं दू दिन प्रदोष कालमे अष्टमी पडैत अछि त खोसर दिन जितिया पावनि व्रत करबाक लोकाचार व्याप्त अछि। जाहिबेर उदय कालमे अष्टमी पडैत अछि तहिया व्रत काएल जाइत अछि आ नवमीमे दोसर दिन पारणा कएल जाइत अछि।

अष्टमी जाहि दिन पडैत अछि ताहिदिन व्रत कयनिहार जाहि ठाम स्नान करैत छथि( पोखरि,नदी या इनारपर ) ओकर प्राँगणमे पूवमुँहे ठाढ भऽ तामक अर्घामे मन्त्र पढिकऽ सूर्य भगवानके अर्घ दैत छथि, एवं व्रतक सँकल्प लइछथि । सँकल्प कऽ भरिदिन व्रत रहि साँझमे गायक गोबर सँ नीपि आँगनकेँ शुद्ध कऽ एकटा खधिया खुनि पोखरीक निर्माण कायल जाइत अछि । पोखरीक मोहारपर एकटा पाकडिक ठाढि आनि गारि देल जाइत अछि, गाछक डाढिपर गोबर माटिक चिल्ह राखिदेल जाइत अछि । गिदरनीक आकृति बनाबिकऽ डाढिक नीचामे राखि देल जाइत अछि । तकरा लगेमे जलसँ भरल कलश राखल जाइत अछि ।कलशमे कुशक जिमूतवाहनक मूर्तिक निर्माण कऽ राखल जाइत अछि । ताइकेवाद समय अनुसारक फलफूलके नैवेद्यक व्यवस्था ककऽ राखल जाइत अछि । नैवेद्यमे केरावक आकुरी आ खीराके राखब आवश्यक मानल जाइत अछि । सब सामग्रीक ओरियाओन केलाकबाद व्रति महिला सब पूजा करैत छथि ।

जितिया पावनिके बहुत कठीन पावनि मानलगेल अछि । ई पावनि केनिहार व्रति महिलासब पानि त नहिंए पिवैत छथि, एतऽधरि कि ओसब खढोधरि नई खोंटैत छथि ।

धीरेन्द्र प्रेमर्षि (१९६७- )मैथिली भाषा, साहित्य, कला, संस्कृति आदि विभिन्न क्षेत्रक काजमे समान रूपेँ निरन्तर सक्रिय व्यक्तिक रूपमे चिन्हल जाइत छथि धीरेन्द्र प्रेमर्षि। वि.सं.२०२४ साल भादब १८ गते सिरहा जिलाक गोविन्दपुर-१, बस्तीपुर गाममे जन्म लेनिहार प्रेमर्षिक पूर्ण नाम धीरेन्द्र झा छियनि। सरल आ सुस्पष्ट भाषा-शैलीमे लिखनिहार प्रेमर्षि कथा, कविताक अतिरिक्त लेख, निबन्ध, अनुवाद आ पत्रकारिताक माध्यमसँ मैथिली आ नेपाली दुनू भाषाक क्षेत्रमे सुपरिचित छथि। नेपालक स्कूली कक्षा १,२,३,४,९ आ १०क ऐच्छिक मैथिली तथा १० कक्षाक ऐच्छिक हिन्दी विषयक पाठ्यपुस्तकक लेखन सेहो कएने छथि। साहित्यिक ग्रन्थमे हिनक एक सम्पादित आ एक अनूदित कृति प्रकाशित छनि। प्रेमर्षि लेखनक अतिरिक्त सङ्गीत, अभिनय आ समाचार-वाचन क्षेत्रसँ सेहो सम्बद्ध छथि। नेपालक पहिल मैथिली टेलिफिल्म मिथिलाक व्यथा आ ऐतिहासिक मैथिली टेलिश्रृङ्खला महाकवि विद्यापति सहित अनेको नाटकमे अभिनय आ निर्देशन कऽ चुकल प्रेमर्षिकेँ नेपालसँ पहिलबेर मैथिली गीतक कैसेट कलियुगी दुनिया निकालबाक श्रेय सेहो जाइत छनि। हिनक स्वर सङ्गीतमे आधा दर्जनसँ अधिक कैसेट एलबम बाहर भऽ चुकल अछि।

कान्तिपुरसँ हेल्लो मिथिला कार्यक्रम प्रस्तुत कर्ता जोड़ी रूपा-धीरेन्द्रक धीरेन्द्रक अबाज गामक बच्चा-बच्चा चिन्हैत अछि। "पल्लव" मैथिली साहित्यिक पत्रिका आ "समाज" मैथिली सामाजिक पत्रिकाक सम्पादन।

नव भोर जोहैत मिथिला

—धीरेन्द्र प्रेमर्षि

राज्य पुनर्संरचनाक लेल भऽ रहल अभ्यासक असरि देशक समग्र क्षेत्रक सङहि मिथिलामे सेहो व्यापक देखल जा रहल अछि । जनता जागरुक आ उत्सुक अछि— नेपालक नव–निर्माणमे मिथिला क्षेत्रकेँ अपन पृथक आ विशेष पहिचानक सङ्ग देखबाक लेल । सौँसे देशमे गणतन्त्र आ सङ्घीय व्यवस्थाक माङ जोर पकड़िरहल अछि । एहनमे मिथिलावासीमे सेहो एहन भावना जागब आ तकराप्रति सक्रियता देखल जाएब जतबए स्वाभाविक अछि, ततबए उत्साहवर्द्धक सेहो । उत्साह देशक स्वत्व आ स्वतन्त्रताप्रेमी ओहन नागरिकक लेल जे अपन माटिपानिक प्रति इमान्दार छथि, अपन राष्ट्रिय स्वाभिमानपर गर्व करैत छथि, जे मिथिलाक स्वर्णिम इतिहासकेँ वर्तमान बनएबाक आकांक्षी छथि, आ जे यथार्थमे नेपाली जनताक सर्वतोमुखी विकास आ उन्नतिक पक्षपाती छथि ।

भूगोलसँ मिथिलाक अलोपित होएबाक पीड़ा हमसभ शताब्दियोसँ भोगैत आबिरहल छी । खास कऽ कर्णाटवंशीय मिथिला राज्यक पतनक बाद विभिन्न कालखण्डमे हमसभ यवन, अङरेज, गोर्खाली आदिक प्रहार निरन्तर सहैत आएल अछि । एतबा उत्पीड़नक बाद जँ कोनो आन सभ्यता वा संस्कृति रहितए आ कि कोनो आनठामक लोक रहितए तँ आइधरि छिन्नभिन्न होइत नेस्तनाबूद भऽ गेल रहितए । मुदा मिथिला, मैथिल आ मैथिलीक अस्तित्व निरन्तर सात सए वर्षसँ चलैत आएल अनेको तरहक कुचक्रक मारि सहितो जीवन्त अछि । एकरा पाछाँ निश्चित रूपेँ मैथिल सभ्यता–संस्कृतिक सर्वाधिक योगदान रहलैक अछि । साँस लेबामे पर्यन्त अशौकर्य भऽ रहल आइधरिक अवस्थामे सेहो अपनाकेँ जियाकऽ रखनिहार मैथिलीक एहि गौरवशाली आधारसभक प्रति नतमस्तक होइत हम किछु पाँति गढ़ने छी—

मानैत छी जे आब रहल नइ दुनियाकेर भूगोलमे

तैयो हमसभ बचाकऽ रखलौँ जकरा माइक बोलमे

सोहर, लगनी, जटाजटिन कि झिझिया–साँझ–परातीमे

एकहकटा मिथिला जीबैए एकहक मैथिल छातीमे

उपर्युक्त काव्यांश भूगोलविहीनताक घाओमे मलहम लगएबाक आभास दऽ सकैत अछि, मुदा मात्र छातीमे जीवैत भूगोल हमरासभकेँ सम्पूर्णता नहि दिआ सकैत अछि । एहन–एहन कविता गढ़िकऽ असलमे कही तँ हमसभ अपनाकेँ परतारल करैत छी । एहि तरहेँ अपनाकेँ परतारिकऽ नहि राखल जाए वा जाहि बातपर हमसभ

गौरव करैत छी तकरा युग–युगन्तधरिक लेल जँ चिरस्थायी करबाक हो तँ आवश्यक अछि जे खालि छातीमे सैँतल मिथिलाकैँ हमसभ जमीनपर उतारी आ मैथिल भूगोलकैँ पुनः नामकरण करैत उर्वर बनाबी। एकरा लेल देशक एखनुक राजनीतिक वातावरण हमरासभकैँ सर्वोत्तम अवसर प्रदान कएने अछि।

मुदा देशमे जाहि तरहक क्रियाकलापसभ देखल जा रहल अछि ताहिसँ ई नहि बुझाइत अछि जे हमसभ एहि अवसरक सदुपयोग करबाक दिशामे पर्याप्त सचेत आ गम्भीर छी । सर्वप्रथम तँ ई बात अबैत अछि जे एखनधरिक सरकारसभ वास्तविक रूपमे सत्ताधारी वर्गसँ बाहरक लोकक लेल सेहो लोकतन्त्र आएल छैक से मानैत–सन अपन चरित्र देखबिते नहि अछि । ई कटुसत्य हमरासभक सोझाँ अछिए । वस्तुतः देशमे अखनो ओहने राजनीतिक दलक दबदबा अछि जे माघ १९ सँ पहिने संविधानसभाक नामे सुनैतदेरी कोनो बिगड़ैल साँढ़जकाँ भड़कि उठैत छल । वि.सं. २०४७ सालक संविधानमे कऽमा–फुलस्टाॅपधरिमे परिवर्तन करबाक आवश्यकता नहि देखनिहारसभ आइ नव संविधान बनएबाक बीड़ा उठौने छथि । एहनमे ओहि व्यक्तिसभक मानसिकता कतेक बदलल होएतैक से सहजहिँ अनुमान लगाओल जा सकैत अछि। जँ माओवादी जनयुद्ध नहि शुरू भेल रहितैक आ एखन जे मुद्दासभ उठल अछि से नहि उठाओल जइतैक तँ निश्चित अछि जे हमसभ आजुक ई स्वर्णिम वातावरण नहि पबितहुँ । मुदा जनयुद्धक मार्फत मैथिलीसभमे अधिकारक भूख तँ माओवादी जगा देलकैक, मुदा भुखाएलसभकैँ अन्न देखैतदेरी जाहि तरहक कछमछी भऽ सकैत छैक, तकरा व्यवस्थित करबा हेतु कोनो ठोस प्रयत्न कऽ सकबाक अवस्था माओवादीक सेहो नहि छैक।

मिथिलामे भेल पहिचानक आन्दोलनक क्रममे आयोजित एकटा पत्रकार–सम्मेलनमे माओवादी नेता बाबुराम भट्टराई बाजल छलाह— 'मधेशमे जे चेतना जागल छैक तकर वीजारोपण वा गर्भाधान के कएलक ? मधेश आन्दोलनक बाप के ?' खास कऽकऽ २०४६ सालक परिवर्तनक बादक अवस्थाकैँ देखलापर हमरा जवाबक रूपमे ई कहबामे कनेको द्विविधा नहि होइत अछि जे माओवादी । मुदा एहिठाम ध्यान देबायोग्य बात ई अछि जे कोनो योग्य नागरिकक सम्पूर्ण निर्माणमे बापक वीर्यक भूमिका अत्यन्त न्यून होइत छैक । मुख्य भूमिका रहैत छैक— नओ मासधरि गर्भमे राखिकऽ जन्म देनिहारि आ लालन–पालन कएनिहारि माएक । मुदा दुर्भाग्य, मिथिलासहित देशक अनेको क्षेत्र, जाति, समुदायमे जागल चेतनाक बाप तँ माओवादी बनल, मुदा आब जखन माए बनबाक समय आएल अछि तँ देखा चाही जे ई भूमिका ओ कतेक कुशलतासँ निर्वाह करैत अछि। एहिसँ पहिने मधेशक पार्टी वा सङ्गठनसभ ओहोसभ खालि बाप बनबाक दम्भ मात्र देखा सकल । ई बात खास कऽ मिथिलाक भाषा–संस्कृतिजन्य भावनापर बेरबेर कुठाराघात करैत ओसभ देखा चुकल अछि । जँ मधेशी आन्दोलन/विद्रोह बाप बनबाक अहङ्कारमे मोँछक लड़ाइ नहि बनितए, एकरा समटिकऽ–सहेजिकऽ चलनिहार एकटा माए भेटितैक, तँ आइ अवस्था किछु भिन्न रहितैक।

अवस्था तैयो बिगड़ल नहि छैक। सम्पूर्ण मिथिलावासीक मनोबल अखनो ओतबए उच्च छैक। एहि मनोबलकैँ सकारात्मक आ सार्थक परिणामपर अवतरण करएबाक लेल क्रियाशील होएबाक जिम्मेदारी हमरेसभपर अछि। संसद आ सड़कसँ जनआवाज बुलन्द कएनिहारसभ बेर–बेर ई बात दोहराओल करैत छथि जे संविधानसभा सभसँ बेसी मधेशी, दलित एवं जनजातिएक लेल आवश्यक अछि। ओहि आवश्यक संविधानसभा आ तकरा बाद बनल सरकारमे मैथिलसभक उल्लेख्य सहभागिता अछि । तँ संविधानसभाकैँ अपन हकमे उपयोग करबाक

दिशामे सभक क्रियाशीलता आवश्यक अछि। रहि गेल बात सशस्त्र आन्दोलन कएनिहार जनतान्त्रिक तराई मुक्ति मोर्चासभक, हमर विचारमे ओहोसभ राज्यसत्ताकेँ समदर्शीए बनएबाक लेल ई मार्ग अपनौने छथि। जनभावसँ निरपेक्ष राजनीति हुनकोसभक नहि भऽ सकैत छनि।

सुदीर्घ राजनीतिक इतिहास समटिकऽ बैसल व्यक्तिसभ एखन क्रियाशील मोर्चासभमे छथि। हुनकासभक आगाँ इहो चुनौती छनि जे हुनकेसभक देखासिखी कतेको अवाञ्छित तत्वसभ मिथिलामे पएर पसारिरहल अछि। ओ तत्वसभ हमरासभक मूल मुद्दाकेँ दरकिनार करबाक लेल जी–जानसँ लागल अछि। एहन अवस्थाकेँ विचारैत सेहो अपनाकेँ जनताप्रति उत्तरदायी बुझनिहारसभकेँ अपना–अपना दिससँ सेहो सहमतिक विन्दु तलाशैत रहबाक चाही। एम्हर अन्य पक्ष सेहो जँ व्यक्तिगत ईर्ष्या–द्वेषसँ उपर उठि जनताक प्रति इमान्दार भऽकऽ आगाँ आबए तँ निश्चित अछि जे सशस्त्र समूहसभ सेहो आमिल पीबिकऽ नहि बैसल रहत। एहि काजमे सरकार आ विशेष कऽ माओवादीक भूमिका विशेष महत्वपूर्ण भऽ सकैत अछि। किएक तँ जेसभ अलग बाट धएने छथि सेसभ अधिकांश माओवादीएसँ बहराएल छथि। जँ माओवादीसभ गम्भीरतासँ ई सोचथि जे जेसभ ओहन विकट–विकराल समयमे सङ्ग छल से आइ किएक अलग भऽ गेल तँ ई समस्या जल्दीए सलटि जाएत। ई विशुद्ध रूपसँ दियाद–वादमे होबऽ वला भावनात्मक प्रहारक कारणे उत्पन्न मतभिन्नता भऽ सकैत अछि। एहिमे अलग विचार रखनिहार दियादक बात सुनिकऽ ओकर सम्मान मात्र कऽ देल जाए तँ जतऽ कतौ ककरो अहंकेँ ठेस लागल होएतैक, से शान्त भऽ जएतैक। शान्तिक जोरक आगाँ केहनो कड़गर हथियारकेँ घमऽ पड़तैक आ घमि जएतैक से हमर दृढ विश्वास अछि। रहल मिथिलाकेँ साकार रूप देबाक बात, तँ एहिमे एतबए कहब—

जखन जनजन ई मिथिलाक जागि जेतै भाइ

हेतै सोन मढ़ल भोर, राति भागि जेतै भाइ।

## ३.पद्य

३.१. १.राम नारायण देव २.निमिष झा

३.२. १.अमरेन्द्र यादव २.मनोज मुक्ति

३.३.-१.ज्योति-२.गजेन्द्र

३.४. १. सच्चिदानन्द यादव २. विनीत उत्पल ३.जितमोहन

३.५. १.पंकज पराशर, २.भवनाथ दीपक ३.मयानन्द्र मिश्र ४.सूर्यनाथ गोप

३.६. कुमार मनोज कश्यप

१.राम नारायण देव २.निमिष झा

## मिथिला राज्य- राम नारायण देव

उठल मधेशी कयल हुँकार

लऽके रहत, अप्पन अधिकार

जन जनकेँ, एके आवाज

सबहक माँग, मिथिला राज्य

अप्पन भाष, अप्पन सँस्कृति

अप्पन अर्थनीति, अप्पन राजनीति

मधेशी आन्दोलनक यैह सन्देश

अप्पन बात, अप्पन परिवेश

निरँकुश राजतन्त्रक भेल अवसान

भेंटल लोकतन्त्रक बरदान

मेची——महाकाली उमडिगेल अछि

राज्यशक्ति मुकिगेल अछि

उठू बन्धू, उठाउ तरवार

भगाउ सामन्ती राजदरवार

गठन करु गणतन्त्रक सरकार

करु राज्यक पुर्नसँरचना

समावेसी लोकतन्त्र आ समानुपातिक कल्पना

अप्पन विकार, अप्पन विचार

आव कियो नहि रहत, शिक्षित वेरोजगार

छोडू आपसी मेल, करु विकासक मात्र खेल

उखाडि फेकू, राजाक ताज

तखन भेटत अप्पन स्वराज

जन——जनके एके आवाज

सबहक माँग, मिथिला राज्य।

## जीवन एकटा दुरुह कविता

## निमिष झा



अर्थहीन शब्दक

अर्थ खोजबाक अभिलिप्सामे

अनायास थमि जाइत अछि आँखि

फाड़ि दैति छियै

पन्नाक पन्ना

चेतनाक शब्दकोश

आ भोगैत छी

एकटा पराजयक थकान

जतय नहि भेटैत छै

जीवनक यर्थाथक अर्थ

आ ताएँ

बुझाइत अछि

जीवन एकटा दुरुह कविता छै।

बजैत छै

लयात्मक गीत

जीवनक मधुर सङ्गीत

आ छम...छम...कऽ नचैत सङ्गीतसँग

असंख्य कलात्मक पायर

आ प्रस्फुटित भऽ जाइत छै जीवन उपवनमे

मुदा

अनायास फेर

बन्द भऽ जाइत छै सङ्गीतक धुन

थाकि जाइत छै पायर

मुरझा जाइत छै उपवनक फूल

आ ताएँ

बुझाइत अछि

जीवन एकटा सारहीन सङ्गीत छै ।

आन्नद छै

माछ जकाँ

जीवन सरोवरमे हेलब

उल्लास छै

एकटा गुड्डी जकाँ

आकाशमे उड़ब

मुदा उड़ि नहि सकैत अछि

हमर आल्हादित मोन

आ अनायास

उल्लासक धरातलसँ

दुर्गतिक चट्टान पर

अनवरत खसैत छै मोन

आ डुबि जाइत छै

सरोवरमे

आ ताएँ

बुझाइत अछि

गुड्डी जकाँ उड़ि नहि सकबाक

आ माछ जकाँ

हेलि नहि सकबाक

नियतिक भोग छै

जीवन।

हाइकु

निमिष झा

१)गरम देह

छिछैल गेल मोन

अमृत–वर्षा।

२)रामनवमी

एलै एहू बेर

मुदा राम नै।

३)नै छै उत्साह

कुचाग्रक छुवन

ई शरीरमेँ।

४)अपन पीडा

आँचरिमे नुकबै

हमर माय।

५)छाह खोजैछ

ग◌ा◌ाछ काटि काटिकऽ

सभ्य मानव।

६)ष◌ा◌ावस राति

गवै उन्मुक्त मोन

विरह गीत।

७)नकली हँसी

कुटील व्यवहार

आजुक छौडी।

(१)

पीयर पात

पतझरक बाद

तुत्छ होइछ।

(२)

लोचन नीर

नहि बुझै जगत

बहैछ स्फूर्त।

(३)

प्रेमक द्वारि

बन्द भऽ जाइत छै

स्वार्थक आगू।

(४)

खुलल वेणी

पियाक प्रतीक्षामे

खुल्ले रहलै।

(५)

हम भ्रमर

नोचि देलियै फूल

विजेता बनि।

(६)

पावस राति

गवै उन्मुक्त मोन

विरह गीत।

(७)

अन्तर नहि

कागज आ हृदय

जखन फटै।

## असमर्पित उन्माद-निमिष झा

अहाँक वएह नयन, वएह मोन आ वएह तन

हम देखिरहल छी, सुनिरहल छी आ भोगिरहल छी

समयक लम्बा अन्तरालक बाद सेहो

आँखि खोलैत आ मिचैत सेहो

आ अहाँ हमर शरीरक अदृश्य सरित प्रवाहमे

सर्वाङ्घ समाहित छी, सज्जित छी।

ई अभीष्ट रूप अहीँक थिक

जकर अनुपस्थितिमे हमर चित्त

शुष्क सिकतातुल्य भङ्ग गेल अछि

ई शीतल छाहरि अहीँक थिक

जकर अभावमे

हरेक निमिष हमरा लेल

नीरस आ उदास वसन्त बनि गेल अछि।

अहाँ पाइन छी हमर पियासक

अहाँ वसन्त छी हमर बसातक

तएँ एकटा अतृप्त उन्माद

नाचि रहल अछि भैरव बनि

हमर मानसमे।

हमर स्नायुक रोबरोबमे

एकटा विषाक्त तृष्णा

बहिरहल अछि

आ बहिरहल अछि

हमर धमनीक कणकणमे

एकटा उन्मुक्त तृषा ।

बहुत बेर उघारि दलियै, फाडि देलियै

नृशंस बनि आवेशसँ

लज्जाक पर्दासभ

आ बन्द क' देलियै नैतिक मूल्यसँ

पाशविक उन्मादसभ ।

हँ

आईयो ओहिना स्मृतिमे लटपटायल अछि

अहाँक गरम साँसमे

गुञ्जित हमर जीवन संगीत

अहाँक आँचरिमे ओझरायल हमर सर्टक बट्टम

अनार जकाँ अहाँक दाँत पर

पिछरैत हमर जीह

अहाँक ब्लाउजक हुकसँ खेलैत

हमर दसो आँगुर

आ अहाँक सुन्दर छाल पर

दौडैत हमर ठोर।

तथापि किएक नहि मिझाइत अछि

छातिक ई उन्मत्त मोमबत्ति

किएक निष्काम नहि होइत अछि

मोनक उत्तप्त बोखारसभ

जेना अहाँ

दारुक प्याला होई

आ हम चुस्की ल' रहल छी

मदहोस भ' रहल छी

अहाँक स्वप्निल लज्जानत तनमे

निमिष निमिषमे।

मुदा उफ

ई केहन विडम्बना

नित्यशः

एक्केटा विन्दू पर दुर्घटना होइत गेल

हमर उच्छृङ्खल वासनासभ

अहाँक दर्शन आ सिद्धान्तक शिखरसँ

नितदिन एक्के रस्ता घुरि जाइत छल

अभिशप्त अहाँक विचार

हमर अभिशून्य मस्तिष्कके झकझोरैत छल।

शायद कमजोरी हमरा मे छल

कि, गिद्ध बनि हम युद्ध नहि क' सकलौं अहाँक तनसँ

शायद महानता अहाँक छल

माला बनि अहाँ समर्पित नहि भ' सकलौं हमर गलासँ।

१.अमरेन्द्र यादव २.मनोज मुक्ति

**कल्पना आ यथार्थ-** अमरेन्द्र यादव- दिघवा, सप्तरी।

जिनगीक हड़हड़ खटखटसँ दूर

मृत्युक तगेदासँ अन्जान बनल

जिनगीक अति व्यस्त समयसँ

किछ पलखति चोराकऽ

अहाँक यादक उडनखटोलामे

उडि जाइ छी हम

प्रेमक अन्तरिक्षमे।

नदीक ओहि पार

दू गछिया तऽर

हमर कोरामे औङ्गठल

हमरासँग हँसैत बजैत

खाइत छी अहाँ सप्पत

खाइत छी हमहूँ सप्पत

अहाँक तरहत्थीकेँ चुमिकऽ

खोसि दैत छी हम

एकटा गेनाक फूल

अहाँक खोपामे।

तखने हमर नाकमे अचानक

ढकैत अछि जरल तरकारीक गन्ध

आ अकचकाइत उठैत छी हम

मिझबय लेल स्टोभ

तखने हमर नजरि पडैत अछि

टेबुलपर राखल चिठीपर

जे काल्हिए एलै हमर गामसँ

आ हमर आगा नाचय लगैत अछि

भरना लागल खेत

बाबुक फाटल बेमाय

बहिनक कुमारि सिँथ

भायक पढाइ खर्च

आ मायक दम्मा बेमारी।

## हमर मैथिली-अमरेन्द्र यादव

डाक्टर चन्देश्वरजी,

अहाँक बाबुजी पियौने हेथिन्ह

उठौना दूध

अहाँकैं पोसने हेथिन्ह भाड़ापरक माए

लेकिन हमरा नओ महिनाधरि गर्भमे

मैथिलीए केलखिन्ह सम्हार

सोइरी घरमे सेहो मैथिलीए केलखिन्ह दुलार

हम कनियाँक स्पर्श विना जीबि सकैत छी

हस्थमैथुनक उत्कर्ष विना जीबि सकैत छी

लेकिन मैथिलीक आकाश विना नहि

मैथिलीक श्वासप्रश्वास विना नहि

डाक्टर चन्देश्वरजी,

हमर खाँडो, खुट्टी आ बलानमे बहै हइ मैथिली ।

हमर दिनाभदरी आ सलहेशक दलानमे रहै हइ मैथिली ।



## स्मिताक लडाई- मनोज मुक्ति

पशुपतिनाथक देशमे होइछ व्यभिचार सब भेषमे

आन ठाम त बाते छोडू अबुह लगैया अपनो देशमे ।

प्रकृतिक देल ई आँखि,कान ओ बडका नाक आब दुष्मन प्रतित होइया

सँसारमे अपन अलग छाप छोडने मिथिलावासी,डरपोकक हूलमे सरिक होइया ।

अपना समस्त अधिकार सऽभसँ बन्चित होइतो,बँचल छी काइल्हुक आशामे

भ्रष्ट प्रशासन ओ नेताक लोभ सँ, जकडा रहल अछि देश, विदेशीक पाशामे ।

एतेक कठीन आ दूर्लभ मनुष्यक जीवन पाओल स्वर्ग समान एही मिथिलामे

मूदा लगैछ जे जन्मजाते अभागल थिकहुँ जे दूर्दशा होइत देखैछी, मिथिलाके अपन आगामे ।

सम्पूर्ण श्रृँगार सँ सुशोभित जगतक माय ओ विलक्षणा सीता आई घरसँ निकालल जाऽरहल अछि

मिथिलावासी एम्हर ओम्हरक वात सुनैत, घरक एकटा कोनामे बहादुरी देखाबि रहल अछि ।

भऽरहल अछि सस्ता रँग सँ शोणीत जाहिसँ सब छथि नहाएल

कतेक दिन सऽब चुप्पे रहतै, बैसतइ एना नुकाएल?

ताहि सँ,

एहि स्मिताक लडाईमे बचने मात्र सँ काज नई चलत

सम्पूर्ण मैथिलमे नव चेतना भरैत, सबके लडहिटा पडत ।

# १.ज्योति२.गजेन्द्र

## जाड़ आयल-ज्योति

जाड़ आयल अछि बदरीक संग

धुन्धक कुहराम सऽसब अछि तंग

दृष्टिक सीमा छोट़ धूमिल सब रंग

शीतलहरी अपन धुनमे अछि मतंग

सूर्यक निष्ठुरता देखि सब अछि दंग

कियैक नहिं करैत अछि शीतक गर्व भंग

बुच्ची सबके छैन माघ नहायक पारी

गाँती बन्हने बच्चा करैत स्कूलक तैयारी

संघर्षरत नवयुवक सबहक के करै पुछारी

चायक चुस्की लैत छैन चौक पर बैसारी

कनिके देर मे करता सायकिल के सवारी

नहिं तऽ पकड़ता कॉलेज दिसका टायर गाडी

दलानपर घूर लागल लोकक जुटान भेल

कोन साल बेसी जाड़ छल से बखान भेल

देश विदेशक समाचार शान्त भऽ सुनल गेल

जखन गीतक कार्यक्रम रेडियो पर आरंभ भेल

विचारक आदान प्रदान फेर सऽ प्रारंभ भेल

भोजनक समय जानि सभाक समापन भेल

## पुरोहित- गजेन्द्र ठाकुर

लघु उद्योगक पुरोहितक

घर जेना राजा सभक,

दारू पीबि मँतल,

मुदा सरकारक छन्हि जिद्द,

लघु उद्योगकेँ करताह समृद्ध,

लघु उद्योगकेँ वा लघु उद्योगक पुरोहितकेँ,

बना कय कम्पनी, लए सरकारी ऋण,

बन्द करथि कम्पनी,

कम्पनी मालिक नहि,

निदेशक छी हम,

कम्पनीकेँ होइछ घाटा तँ

मजदूर छथि मरैत,

नहि किछु होइछ निदेशकक,

कम्पनी अछि मरैत।

अर्थशास्त्र बनबैत अछि कम्पनीकेँ मनुक्ख,

आऽ मनुक्ख बनैछ कनमुँह।

वेश्यावृत्तिक संसार

आब नर्तकीक घर नहि,

गेल अछि पैसि राजनीति,

धननीति आऽ पर्यटननीतिम्,

आम्रपाली पहिरि चश्मा करैत छथि चालन वाहनक,

नायक मृच्छकटिकक, होटल व्यवसायी,

नव जाति व्यवस्थाक पुरोहित,

आम्रपाली बनलि अनुलोम व्यवस्थाक शकुन्तला,

मुदा गाम एखनो वैह,

विधवा, दलित, गरीबीक खेरहा सैह।

पीयर आऽ लाल होइत

चौबटियाक बत्ती सभ,

लुधकैत, गाड़ीक शीसा पोछैत,

अखबार पत्रिका बेचैत,

नव जाति-व्यवस्थाक दलित,

बचिया-बच्चा सभक पाँती।

कोरामे बच्चा लेने युवा भिखमंगनी,

निरीह आँखि, पैर खञ्जित,

खञ्जित पएरे बढ़ैत आगाँ।

मुदा भने ओहि चौबटियापर

शानसँ भीख मँगैत अछि बालगोविनक झुण्ड,

भीख नहि आशिरवादी,

पाइ देलहुँ तँ ठीक नहि तँ

गारिक प्रसादी।

औद्योगिक क्षेत्रमे सेहो

कोयलाक भट्ठीक धुँआसँ

कारी भूत भेल श्रमिक

ईहो छथि नव जाति व्यवस्थाक दलित।

घृणाक आस्वाद

घृणामे आस्वाद

संवादक अन्त

मतवैभन्यक प्रारम्भ

दिल्ली-मुम्बईक हाट,

तरकारी माँछक बजार,

होटलक बनथि भनसिया,

पुत्र-पुत्रीक विवाह दानोमे जाति गौण,

विधवा-विवाह क्षम्य,

मुदा जखन यैह सभ घुरैत छथि गाम,

नील-टीनोपाल दए नव व्यवस्थाक दलित,

बनि जाइत छथि पुरातन व्यवस्थाक पथिक,

तरकारी बेचनिहार जयबार,

औद्योगिक क्षेत्रक कारी मुरुत,

साबुनसँ रगड़ि चाम,

भए जाथि गामक भलमानुष,

होटलक भनसिया भऽ जाइत छथि सोइत,

सरदारजीक मोहर्रिर कयस्थ,

पासवानजी भऽ जाइत छथि दलित,

घुरैत काल ट्रेनहिमे फेर सभ मिलि

नव व्यवस्थाक आऽ पुरातनक करथि मेल।

ट्रेन अछि साक्षी

एहि मनसि द्वैधक

अमूर्त व्यवस्थाक धँसल आँखिक,

उजड़ा नूआक व्यथाक, युवा विधवाक,

आम्रपालीक आऽ मृच्छकटिक नायक चारुदत्तक,

आऽ बसन्तसेनाक।

१. सच्चिदानन्द यादव २. विनीत उत्पल ३.जितमोहन

## आई हम ठाढ़ भेल छी- सच्चिदानन्द यादव,रायपुर– ६, सप्तरी

आई हम ठाढ़ भेल छी

चौबटियापर नइँ,

बाट तऽ एक्केटा छै

मुदा ओकरा रुकय पडतै

जे हमरा एतय अनलकै

हम ठाढ़ भेल छी ठीक ओहिना

जेना कपड़ाक दोकानमे पुतरा

सभदिन नव नव पहिरनमे

ठाढ़ भेल रहै छै

आ, किनयबला देखै छै

उन्टापुन्टाकऽ।



३.विनीत उत्पल (१९७८- )। आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षासँ इंटर धरि मुंगेर जिला अंतर्गत रणगांव आऽ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर, विश्वविद्यालयसँ गणितमे बीएससी (आनर्स)। गुरू जम्भेश्वर विश्वविद्यालयसँ जनसंचारमे मास्टर डिग्री। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्लीसँ अंगरेजी पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीसँ जनसंचार आऽ रचनात्मक लेखनमे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कनफ्लिक्ट रिजोल्यूशन, जामिया मिलिया इस्लामियाक पहिल बैचक छात्र भऽ सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवनक फ्रेंच कोर्सक छात्र। आकाशवाणी भागलपुरसँ कविता पाठ, परिचर्चा आदि प्रसारित। देशक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे विभिन्न विषयपर स्वतंत्र लेखन। पत्रकारिता कैरियर- दैनिक भास्कर, इंदौर, रायपुर, दिल्ली प्रेस, दैनिक हिंदुस्तान, नई दिल्ली, फरीदाबाद, अकिंचन भारत, आगरा, देशबंधु, दिल्लीमे। एखन राष्ट्रीय सहारा, नोएडामे वरिष्ट उपसंपादक।

हम पुछैत छी

इतिहास साक्षी अछि

आय धरि हम अहां स

कोनो सवाल नहि पुछलहुं

कोनो गप नहि बुझलहुं

मुदा, समय एतेक बदलि गेल

जाहि सं हम पुछैत छी

नहि त जे रहत तटस्थ

समय लिखत हुनको इतिहास

जन्म सं मृत्यु धरि

संस्कार आ समाजिकताक

बंधन स लोकवेद क

जकड़हि छी किया, हम पुछैत छी

हम पुछैत छी, सबकए अपन

तरहै जिबाक छैक अधिकार

तखन अपन कर्तव्य बिसरि कए

दोसरक अधिकारक हनन किया

हम पुछैत छी, अंगरेज चलि गेल

मुदा, अंगरेजियत लबादा किया अछि

किया अछि क्लासक पढ़ईक सिस्टम

जिनका जे नीक लगिते ओ से विषय पढ़िते

हम पुछैत छी, नेना स जीवनक लक्ष्य

निर्धारित किया नहि होइत छैक

समयक पाछु किया हम चलैत छी

समयक आगू चलैक मे कोन तकलीफ़

हम पुछैत छी, सूर्य सेहो उगैक काल बदलैत रहैत अछि

तखन हम अपन सुतबाक, उठबाक आ खाईके

समय किय निर्धारित करैत छी

किया निर्धारित होइत अछि आफ़िसक टाइम

हम पुछैत छी, गाम-घरक लोक

अपन गाम आ अपन जिलाक आगूक दुनिया

किया नहि देखैत अछि

जखन कि चिड़ैय-चुनमुन कतय नहि जाइत अछि

हम पुछैत छी, अठारह साल मे

जकरा देशक नेता चुनैक सूझ छैक

ओ अपन करियर आ अपन भविष्यक सूझ

किया नहि रखैत अछि

हम पुछैत छी, रामायण आ महाभारत अहि ठाम लिखल गेल

एकरा मे जतेक खिस्सा छैक

ओकरा स बाहर किछु नहि भ रहल छैक

तखन आश्चर्य किया होइत अछि

हम पुछैत छी, ई देशक नेता

चुनावक काल मे सेवा करैक शपथ खाइयै

मुदा, समय बीतलाह पर देश कए खाइयै

तखन हिनका लेल अहां तामस किया नहि फूठैत अछि

हम पुछैत छी, जति आ धर्म, गोरि आ कारि

जखन भारत स ल कए अमेरिका तक

झगड़ाक कारण छैक

तखन एकरा खत्म करबा लेल अहांक खून ठंडा किया परि जाइत अछि

हम पुछैत छी, दुनियाक शांति लेल

पूरा दुनिया एक छैक

मुदा, घरक शांति लेल

हम किछु नहि करैत छी

हम पुछैत छी, दुनिया मे बेरोजगारी

महामारिक रूप धरि रहल अछि

मुदा, अपन रोजगार खोलबाक लेल

जर किया भो जाइत अछि

हम पुछैत छी, बाढ़ि आ सूखाढ़ से छी त्रस्त

दू सांझक रोटीक जुगाड़ लेल छी पस्त

तखन ई शासन कए बदलबाक लेल

अहां कए वोट देबा मे दिक्कत की होइत अछि

हम पुछैत छी, चोरी-लूटपाट होइत अछि रोज

पुलिस करि रहैत अछि अपराधिक खोज

तखन अहि सब से सचेत हेबाक मे

किया नहि रहैत अछि आहंक होश

हम उत्पल

जाति-धर्म-भेदभाव से

उपर उठि कए पुछैत छी

अहांक अपन व्यवहार

अहांक अपन आचार

अहांक अपन जति

अहांक अपन धर्म

अहांक अपन स्थान

अहांक अपन कर्म

अहांक अपन पेशा

अहां कए जे लागैत अछि गलत

ओकरा बदलहि मे

की होइत अछि

मुदा, अहि ठाम करैत छी घोषणा

जखैन धरि अहां अपनै नहि बदलब

ताहि धरि नहि बदलत समाज

नहि बदलत राष्ट्र

नहि बदलत दुनिया.



जितमोहन झा घरक नाम "जितू" जन्मतिथि ०२/०३/१९८५ भेल, श्री बैद्यनाथ झा आ श्रीमति शांति देवी कँ सभ स छोट (द्वितीय) सुपूत्र। स्व.रामेश्वर झा पितामह आ स्व.शोभाकांत झा मातृमह। गाम-बनगाँव, सहरसा जिला। एखन मुम्बईमे एक लिमिटेड कंपनी में पद्स्थापित।रुचि : अध्ययन आ लेखन खास कs मैथिली ।पसंद : हर मिथिलावासी के पसंद पान, माखन, और माछ हमरो पसंद अछि।

*जखन जनता जागि जाइत अछि !*

मुम्बईकँ अपन कहै वला नज़र कियेक नञि आबैत छथि !
मुम्बईक दुश्मन सभ सँ ओ कियेक नञि टकराबैत छथि !!

की ताज, ओबेराय, मरीन हाउस, मुम्बई मs नञि अछि !
या फेर मुम्बईक ठेकेदार अपन मौत सँ घबराबैत छथि !!

दोसर प्रान्तक कहीकँ अपने सभ लोग कs मारैत छथि !
दोसरे प्रान्तक लोग सभ मुम्बई पर जान लुटाबैत छथि !!

अपने देशक लोग जखन रहैत छैथ तिनका कँ तरहे !
ओ कनियोटा वारसँ लकड़ीक तरह टुईट कs बीखैर जाइत छथि !!

